ISBN : **९७८-९३-८०५३८-७४-७**


**गाम- बेरमा, पोस्ट-बेरमा, भाया- तमुरिया**
**जिला- मधुबनी**
**८४७४१०**

मूल्य : भा. रू. २००/-
**पहिल संस्करण : २०१३**

**श्रुति प्रकाशन :**
रजिस्टर्ड ऑफिस : ८/२१, भूतल, न्यू राजेन्द्र नगर, नई दिल्ली- ११०००८.
दूरभाष-(०११) २५८८९६५६-५८ फैक्स- (०११) २५८८९६५७
Website : http://www.shruti-publication.com
e-mail : shruti.publication@shruti-publication.com

**मुद्रक:** अजय आर्टस्, दरिया गंज, नई दिल्ली-११०००२

**अक्षर-संयोजक:** श्री उमेश मण्डल

**डिस्ट्रीब्यूटर:**

पल्लवी डिस्ट्रिब्यूटर, वार्ड न. ६, निर्मली (सुपौल),
मो. ९५७२४५०४०५, ९९३१६५४७४२

***Shambhudas** : Collection of three long Maithili stories*
*by Jagdish Prasad Mandal.*

मिथिलाक वृन्दावनसँ लऽ कऽ बालुक ढेरपर बैसल
फुलवाड़ी लगौनिहारकेँ
समरपित...



## परिचए-पात : जगदीश प्रसाद मण्डल

**जन्म** : ५ जुलाइ १९४७ ई.मे

**पिताक नाओं** : स्व. दल्लू मण्डल।

**माताक नाओं** : स्व. मकोबती देवी।

**पत्नी** : श्रीमती रामसखी देवी।

**पुत्र** : सुरेश मण्डल, उमेश मण्डल, मिथिलेश मण्डल।

**मातृक** : मनसारा, भाया- घनश्यामपुर, जिला- दरभंगा।

**मूलगाम** : बेरमा, भाया- तमुरिया, जिला-मधुबनी, (बिहार) पिन- ८४७४१०

**मोबाइल** : ०९९३१६५४७४२, ०९५७०९३८६११, ०९९३१७०६५३१

**ई-पत्र** : jpmandal.berma@gmail.com

**शिक्षा** : एम.ए. (हिन्दी आ राजनीति शास्त्र) मार्क्सवादक गहन अध्ययन। हिनकर साहित्यमे मनुखक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टिगोचर होइत अछि।

**सम्मान** : गामक जिनगी लघुकथा संग्रह लेल विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११क मूल पुरस्कार आ टैगोर साहित्य सम्मान २०११; तथा समग्र योगदान लेल वैदेही सम्मान- २०१२; एवं बाल-प्रेरक विहनि कथा संग्रह "तरेगन" लेल "बाल साहित्य विदेह सम्मान" २०१२ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कार रूपेँ प्रसिद्ध) प्राप्त।

**साहित्यिक कृति** :

**उपन्यास** : (१) मौलाइल गाछक फूल (२००९), (२) उत्थान-पतन (२००९), (३) जिनगीक जीत (२००९), (४) जीवन-मरण (पहिल संस्करण २०१० आ दोसर २०१३), (५) जीवन संघर्ष (पहिल संस्करण २०१० आ दोसर २०१३), (६) नै धाड़ैए (२०१३) प्रकाशित। (७) सधबा-विधवा, (८) बड़की बहिन तथा (९) भादवक आठ अन्हार शीघ्र प्रकाश्य।

**नाटक** : (१) मिथिलाक बेटी (२००९), (२) कम्प्रोमाइज (२०१३), (३) झमेलिया बिआह (२०१३), (४) रत्नाकर डकैत (२०१३), (५) स्वयंवर (२०१३) प्रकाशित।

**लघु कथा संग्रह** : (१) गामक जिनगी (२००९), (२) अर्द्धांगिनी (२०१३), (३) सतभैंया पोखरि (२०१३), (४) उलबा चाउर (२०१३), (५) भकमोड़ (२०१३)

**विहनि कथा संग्रह** : (१) बजन्ता-बुझन्ता (२०१३), (२) तरेगन (बाल-प्रेरक विहनि कथा संग्रह) (२०१० पहिल संस्करण, २०१३ दोसर संस्करण)

**एकांकी संग्रह** : (१) पंचवटी (२०१३)

**दीर्घ कथा संग्रह** : (१) शंभुदास (२०१३)

**कविता संग्रह** : (१) इंद्रधनुषी अकास (२०१३), (२) राति-दिन (२०१३), (३) सतबेध (२०१३)

**गीत संग्रह** : (१) गीतांजलि (२०१३), (२) तीन जेठ एगारहम माघ (२०१३), (३) सरिता (२०१३), (४) सुखाएल पोखरिक जाइठ (२०१३)

# मइटुग्गर

जहिना सरयुग नदीमे नहा भक्त मंदिरमे प्रवेश करिते भगवान रामक दर्शन करैए, तहिना तपेसर अँगनाक मेहमे ओंगठि समाजकेँ भोज खुअबैक ओरियौन देखि रहल छथि। पोखरिक पानि जकाँ शीतल, शान्त आ समतल मन अँगनाक सुगंधमे मस्त छन्हि। तैबीच बेटी घुरनी चमकैत स्टीलक छिपलीमे पनरह-बीसटा सूखल बड़ी एकटा बड़ आ पानि भरल गिलास आगूमे रखि कहलकनि-

''कनी चीख कऽ देखियौ जे नीक भेल आकि नै?''

मुस्कीआइत बेटी आ छिपलीमे सजल बड़-बड़ी देखि तपेसर हरा गेला। मन पड़लनि मइटुग्गर। मुदा चुल्हिपर चढ़ल लोहिया छोड़ि अँटकब उचित नै बूझि घुरनी चुल्हि लग पहुँच गेली। कमलक फड़ सन एकटा बड़ी मुँहमे लइते मन पड़लनि परिवारमे अपन कएल काज।

सौन मास। भोरहरबामे मेघ फटि बरखो भेल आ अधरतीएसँ जे पूर्बा उठल, उठले रहल। कखनो काल झकसीओ अबिते रहल। जेना-जेना दिन उठैत गेल तेना-तेना पूर्बाक लपेटि सेहो बढ़िते गेल। प्रसवक दर्दक आगम सुशीला सासुकेँ कहलनि। पुतोहुक बात सुनि सुनयना बेटा-तपेसरकेँ पल्हनि बजबए कहलखिन।

ओसारक ओछाइनपर ओंघराएल सुशीलाक मनमे लड़ाइ पसरि गेलनि। एक दिस प्रसवक पीड़ा अपन दल-बलक संग अंगक पोर-पोरमे चढ़ाइ करैत तँ दोसर दिस जिनगीक कठिन दुर्गमे फँसल मन खुशीक लहरिमे झिलहोरि खेलाइत। नारी जिनगीक श्रेष्ठतम काज। जेहने भरिगर काज तेहने मुँहमंगा मातृत्वक उपहार। पूर्बाक लपेटि देखि सुनयनाकेँ ठकमुड़ी लगल रहनि। आइ धरि प्रसव गठुलामे होइत रहल अछि। जइ घरक टाट हवाक झोंककेँ नै रोकैत। आश्रमक घर जकाँ टाटमे लेब नै पड़ैत। मुदा वोनक बच्चाकेँ कोन घर रच्छा करैए! गठुला छोड़ि मालक घरमे ओछाइन ओछा देलखिन। ओछाइन ओछा हियासए लगली जे

अगियासी भइए गेल, फाटल-पुरान लइए अनलौं। मालक घरसँ हुलकी मारि पुतोहु दिस देखलनि तँ चैन बूझि पड़लनि। मन असथिर भेलनि।

पल्हनि ऐठाम जाइत तपेसरक मनमे अपन काजक भार उठलनि। एहेन भारी काजमे पुरुखक काज की अछि? डेग भरि हटल पल्हनिक घर अछि तेकर पछाति? मचकीपर झुलैत झुलनिहार जकाँ तपेसर झुलैत पल्हनि ऐठाम पहुँच जनतब देलखिन। अपन उगैत लछमीकेँ देखि मुस्की दैत पल्हनि कहलकनि-

''अहाँ आगू बढ़ू गाएक थैर बनौने पीठेपर दौगल अबै छी।''

पाँचो मिनट पल्हनिकेँ पहुँचला नै भेल आकि बेटाक जनम भेल। धरतीपर बेटाकेँ पदार्पण करिते बिजलोका जकाँ परिवारमे खुशी पसरि गेल। देह पोछैत पल्हनिक मन चालीस तम्मा निछौर, तैपरसँ निपनौन, लाढ़ि-पुरनि कटाइक संग उपहार, पसारी छी तँए मंगबोक अधिकार अछिए जाइकाल एकटा सजमनिओ मांगि लेब। सिदहा तँ देबे करती। हिसाबमे मन बौआ गेलनि। समाजमे भगवान केकरो सनतान दइ छथिन तइमे सझिया कऽ दइ छथि ने। बच्चाक जिनगी हमरा हाथमे अछि, तहिना ने अपनो जिनगी दोसराक हाथमे अछि। तरे-तर मन खुशी भऽ गेलनि। मुस्की दैत सुनयनाकेँ टोकलखिन-

''काकी, पहिल पोता छियनि, रेशमी पटोर पहिरबनि?''

धारक बेगमे दहलाइत दादीक मन, मुड़ी डोलबैत बजली-

''एकटाकेँ के कहए सातटा पहिरेबह।''

खुशीसँ पल्हनि बजली-

''बच्चा मुँह, एन-मेन तपेसरे बौआ जकाँ छै।''

पल्हनिक बात सुनि ओछाइनपर पड़ल सुशीलाक दर्द भरल देहक मनमे अपन सतीत्वक आभास भेल। मुदा अवसरकेँ हाथसँ नै जाए दिअए चाहि बुदबुदाएल-

''केहेन सपरतीभ जकाँ बजैए।'' मुदा पल्हनि सुनलक नै। जइसँ आगू किछु नै बजली।

झीलक पानि जकाँ तपेसरक मन असथिर। सामान्य परिस्थिति तँए सामान्य मनक विचार। जहिना कठिन-सँ-कठिन, उकरू-सँ-उकरू काजपर लूरि डटल रहैत तहिना जिनगीक काजपर नजरि दौगैत मन डटल। मन कहैत बीस-एक्कैस बर्खक उम्रो छेबे करनि, रोगो बियाधिक छूति देहमे नहियेँ छन्हि। बेटापर नजरि पहुँचिते पुत्र सन सम्पतिक आगमनसँ मन फुला गेलनि। जहिना लगौल गाछमे पहिल फूल वा फड़ लगलापर बेर-बेर देखैक इच्छा होइत तहिना तपेसरक मनमे उठैत। बर्जित जगह बूझि परहेज केने रहथि। मुदा तैयो जहिना डॉट टुटल कमल हवाक संग पोखरिमे दहलाइत तहिना खुशीक हिलकोरमे तपेसरक मन तर-ऊपर करैत। मनमे उठलनि, पुरुख-नारी बीचक सम्बन्धमे बच्चो पैघ शर्त्त छी। परिवारमे -सम्बन्धमे- विखण्डनक संभावना बनल रहैए। लगले मन अपनासँ आगू उड़ि माए-बापपर गेलनि। हृदए बिहुँसि गेलनि। जहिना मातृत्व प्राप्त केलापर नारीक सौन्दर्य बढ़ि जाइत तहिना ने पितृत्व प्राप्त केलापर पुरुषोकेँ होइत। लगले सिनेमाक रील जकाँ बेटाक जनमसँ अंतिम समए धरिक जिनगी नाचि उठलनि।
किछुए समए पछाति सुशीलाकेँ पुन: दर्द शुरू भेलनि। समैक संग दर्दो बढ़ए लगलनि। दुखक संग छटपटाएब शुरू भेलनि। सुशीलाक छटपटाहटि देखि सुनयना पल्हनिकेँ कहलखिन-

''कनियाँ, अहाँ देखियनु ता बच्चा सम्हारि दइ छी।''

पेटपर हाथ दैते पल्हनि बूझि गेली जे दोसर बच्चा हेतनि। बजली-

''काकी, एकटा बच्चा आरो हेतनि?''

पल्हनिक बात सुनि, जहिना मेघ तड़कैत तहिना सुनयनाकेँ भेलनि। जोरसँ तपेसरकेँ कहलखिन-

''बौआ, बौआ।''

अकचका कऽ तपेसर बाजल-

"हँ, माए।"

"हँ, अँगनेमे रहअ।"

करीब बीस मिनट पछाति बेटीक जनम भेलनि। अखनि धरि जहिना खुशीक सुगंध अँगनामे पसरल छल एकाएक ठमकि गेल। बच्चाक जनम होइते सुशीलाक देह लर-तांगर भऽ गेलनि। पल्हनि सुनयनाकेँ कहलनि-

> "काकी, पुरबा लपटै छै। अगियासी नीक-नहाँति जगा देथुन ओना तँ सभ भगवानक हाथमे छन्हि मुदा जहाँ तलिक पार लगत से तँ करबे करबनि। जानिए कऽ तँ भगवान दुख बढ़ा देलखिन हेन। ऐ -पहिल- बच्चापर ई नजरि राखथु ऐपर हम रखै छी।"

कहि बच्चाक पोछ-पाछ करए लगली। साँस मन्द देखि मुँहमे मुँह सटा फूकि साँसक गति ठीक केलनि। बच्चाक लक्षण देखि पल्हनिक मन बाजि उठल। जरूर दुनू बच्चा ठहरबे करत। नजरि पछिला काजपर पड़ल। एहेन की पहिल-पहिल बेर भेल। केतेकोकेँ भेलनि। किछु गोटेक दुनू बँचलनि, किछु गोटेक एकटा बँचलनि आ किछु गोटे बच्चाक संग चलि गेली। ओना काज तँ अनिश्चित अछि मुदा अपना भरि तँ तिया-पछा करबे करबनि। सुशीलाकेँ सुनयना पुछलखिन-

"कनियाँ मन केहेन लगैए?"

अर्ध-चेत अवस्थामे सुशीला अपन टुटैत जिनगी हाथक इशारासँ कहलकनि। मुँहक सुरखी कहैत जे नै बँचब। सुशीलाक इशारासँ सुनयना बुझलनि जे तपेसर भारी विपतिमे पड़ि गेल। भगवानपर खींझ उठलनि। वेचारा फट्टो-फनमे पड़ि जाएत। हम बूढ़े भेलौं, जएह कएल हएत सएह ने सम्हारि देबै। मुदा विपति तँ तेतबेटा नै ने छै। खेती-पथारी, माल-जाल, कुटुम-परिवार छै तैपरसँ दू-दूटा चिल्का भेलै। केना सम्हारि पौत। ने स्त्री बँचतै आ ने एक्कोटा बच्चा। हमहूँ केते दिन जीब। सभ किछु वेचाराकेँ हरा जेतै। हे भगवान, तोरा केहेन दुरमतिया चढ़लह जे एहेन गनजन वेचाराकेँ केलहक।

आँगनमे बैसल तपेसरक मनमे उठैत जे जेतेटा मोटरी माथपर उठत तेतबे ने उठाएब। नम्हर मोटरी केते काल कियो माथपर सम्हारि कऽ रखि सकैए। मुदा तँए की? जीत्ता जिनगी हारिओ मानि लेब उचित नै। करैत-करैत-लड़ैत-लड़ैत जे हेतै से देखल जेतै।

जहिना रणभूमिमे दू दलक बीच लड़ाइ अंतिम दौड़मे अबिते दुनू दलक मन मानि लैत जे के जीतत के हारत। मुदा हरलोहोक बीच केते रंगक विचार उठैत। किछु गोटे रणभूमिसँ भागए चाहैत तँ किछु गोटे अढ़ भँजिया नुकाए चाहैत। मुदा किछु एहनो होइत जे अपन बलि देखि स्वेच्छासँ अंतिम समए धरि हथियार उठौने रहैत। केना नै उठौत? अपन जिनगीक संगी, जे कौआ-कुकुरक पेट भरि अपन मनोरथ पूरा करत, आ हम गुलाम बनि दुश्मनक जहलमे सड़ब।

अपन अंतिम बात सुशीला पल्हनिओ, सासुओ आ पतिओकेँ कहलक-

> ''हम नै बँचब। दुनियाँक सभसँ पैघ पापी छी जे अपनो रच्छा नै कऽ सकलौं। दुनू बच्चाकेँ अहाँ सभ देखबै।''

बजिते आँखि बन्न भऽ गेलनि। प्राण तँ बँचल रहनि मुदा चेतन-शुन्य भऽ गेली।

सुशीलाक बात सुनि पल्हनि चमकि उठली। बाप रे! सभसँ बेसी भार अपने ऊपर आबि गेल। जनमक पालनक भार...!! अखनि धरि जेतेठीम काज केलौं, एहेन काजसँ भेँट कहाँ भेल! बूझल बात कम आ अनभुआर बेसी बजरत। जेते अपना दिस तकैत जाइत तेते चिन्ता बढ़ल जाइत। बच्चाकेँ दूध पिआएब जरूरी भऽ गेल। माएक तँ यएह गति छन्हि। हे भगवान कोनो उपए धड़ाबह। मन पड़लै अपन बच्चा। अपनो तँ दूध होइते अछि तखनि एते घबड़ेबाक की जरूरति अछि। मुदा अपन दूध तँ छह मासक बकेन अछि। गजुरा तँ नै। एते विचार करब तँ बच्चे मरि जाएत। हे भगवान जानिहऽ तूँ! मोने-मन कहि दुनू बच्चाकेँ दुनू छाती लगा दूध पिआबए लगली। बच्चाक चोभ देखि पल्हनिक मन खुशीसँ नाचि उठलनि। ठानि लेलनि जे बच्चाकेँ मरऽ नै देब। आइए बकरी दूधक ओरियान करैले सेहो कहि दइ छियनि आ टेम-कुटेम अपनो चटा

देबै। मुदा अपनो बच्चा तँ छअए मासक अछि। सात माससँ पहिने केना दालिक पानि चटेबै। फेर मातृत्व जगिते बुदबुदेली-

> ''ऐसँ पैघ काज ऐ धरतीपर हमरा लिये की अछि? जौं दुनियाँ देखए बच्चा आएल हएत तँ जरूर देखत।''

पुतोहुक बात सुनि सुनयना चेतनहीन हुअ लगली। कासक फूल जकाँ मन उड़ि-उड़ि बौराए लगलनि। बच्चाक मुँहपर नजरि पड़िते उपराग दैत भगवानकेँ मोने-मन कहलखिन-

> ''कोन जनमक कनारि ऐ बच्चासँ असुलि रहल छह। ऐ निमू-धनक कोन दोख भेलै। जौं तोरा नै सोहेलह तँ पेटेमे किए ने कनारि चुका लेलह। एहेन बच्चाक एहेन गंजन तोरे सन बुते हेतह।''

चहकैत करेजसँ द्रवित भऽ कुहरि उठली। एक तँ वेचारीक -पुतोहुक- ऊपर केहेन डाँग पड़ल जे अमूल्य कोखि उसरन भऽ गेलै, तइ संग बच्चा लटुआएल अछि। मुदा अपनो वंश तँ उसरने भऽ रहल अछि। थाकल-ठहियाएल जकाँ छातीपर पथरो रखि आँखि ताकब मुदा तपेसर तँ से नै अछि। जुआन-जहान अछि, हो-न-हो कहीं बौर ने जाए। केकरा के देखत? जहिना धारक बोहैत धारामे माथक मोटरी खुललासँ मोटरीक वस्तु छिड़िया पानिक संग भाँसए लगैत जइसँ किछु बिछेबो करैत आ किछु भँसिओ जाइत तहिना सुनयनाक विचार किछु उड़ियाइत, किछु ठमकल आ छाती दहलाइत रहए।

ओसारक खुट्टा लगा बैसल तपेसरक मन मानि गेलै जे चूक हमरोसँ भेल। आइ धरि जे देखैत एलौं वएह मनमे बैस गेल। की रेडियो-अखबारक समाचार झूठे रहैए जे दू-तीन-चारि धरि बच्चा मनुखकेँ होइ छै। जहिना परम्परासँ अबैत बेवहारकेँ बिनु सोच-विचार केनौं सभ लकीरक फकीर बनि लहास ढोइत अछि तहिना तँ केलौं। मुदा हाथक डोरा टुटने जहिना गुड्डी अकासमे उधिया जाइत तहिना ने तँ उधिया गेलौं। सोचैक, बुझैक बात छल जे एक बच्चा लेल केते सेवाक जरूरति होएत, दू बच्चा लेल केते...। से नै बूझि सकलौं। आइ जौं बूझल रहैत

तँ एहेन दिन देखैक अवसर नै भेटैत। परिवार उजड़ि जाएत। वंश विलटि जाएत। मुदा जे चुकि गेलौं ओकर उपऐ की? जहिना लटुआएल अड़िकंचनमे सुन्नर सुकोमल पेंपी निकलैत तहिना तपेसरक मनमे आशाक पेंपी उगल। धारक धाराक सिक्त मनमे उठलनि, जहिना एक दिस परिवार, वंशकेँ उजड़ैत-उपटैत देखै छी तहिना तँ भूत, वर्तमान आ भविस सेहो आँखिक सोझमे लहलहा रहल अछि। लहलहाइत परिवारकेँ देखि तपेसरक हृदए उफनि गेलनि। जहिना धारक धारा माने बेगमे टपै काल ओरिया कऽ पएर रखितौ थरथराएल पएर पिछड़ैत रहैत तहिना तपेसरक मन सेहो असथिर नै भऽ पिछड़ए लगलनि। मुदा जी-जाँति कऽ माटिपर पएर रोपिते मनमे उठलनि, माएओ जीविते छथि, अपनो छी, तैपरसँ दूटा दुधमुहाँ बच्चा सेहो अछिए। तखनि परिवार किए उपटत? हँ, ई बात जरूर जे पुरुख-नारीक बीच बच्चा लेल माए भोजनक पहिल बखारी होइ छथिन। मुदा युग धर्मो तँ कहैए जे आजुक बच्चाक नसीबसँ माएक दूध कटि रहल अछि। तैयो तँ बच्चा जीविए जाइत अछि। तखनि ई बच्चा किएक ने जीति?

सोगाएल तपेसरक मुँह देखि माए -सुनायना- बोल-भरोस दइले घरसँ निकलि आबि कहलखिन-

"बच्चा, गाड़ीए पहिया जहाँति जीते जिनगी सुख-दुख अबैत रहैए। तइले सोगे केने की हेतह? भगवानक लीले अगम छन्हि। अखनि हम जीविते छी। हमरा अछैत तोरा कथीक दुख होइ छह!"

सिमसल आँखि उठा तपेसर माएक मुँहपर देलनि। हवामे थरथराइत दीपक टेमी जकाँ सुनयनाक छाती डोलैत। मुदा जहिना हवाक झोंककेँ सहन करैत दीप प्रज्वलित रहैत तहिना धैर्यक लौ सुनयनाक बोलसँ टपकल विचार सुनि तपेसरक मनक डोलैत जमीन थीर हुअ लगल। मनमे उठलनि, यएह माए पुरुख जानि अपन सहारा बुझै छथि आ अखनि सहारा बनि ठाढ़ छथि। कोढ़ीसँ -कलीसँ- फुलाइत फूल जकाँ तपेसरक मन फुलाए लगल। तखने पल्हनि मुँह उठा कऽ बजली-

"काकी, एतै आबथु।"

पल्हनिक बात सुनि सुनयना तपेसरपर नजरि दौड़ा सोइरीघर दिस बढ़ली। मनमे एलनि, ओना अन्हारघर साँपे-साँप रहैत मुदा हँथोरिओ थाहि कऽ तँ लोक अन्हारोमे जीविते अछि। सभ मिलि जौं लगि जाएब तँ बच्चा जरूर उठि कऽ ठाढ़ हेबे करत।

तपेसरक मनमे उठल, 'जाधरि साँस ताधरि आस।' अपना सभ बुते काज नै सम्हरत। डाक्टरकेँ बजेबनि। मुदा लगमे तँ ओहो नहियेँ छथि। जौं रोगीएकेँ लऽ जाए चाहब सेहो भारीए अछि। एक तँ तेहेन सवारी सुविधा नै दोसर तीनि-तीनि गोरेकेँ लए जाएब। ओतबे नै, अपनो सभकेँ जाइऐ पड़त। एक दिस अब-तबक स्थिति दोसर दिस सवारीक ओरियान आ डाक्टर ऐठाम पहुँचैत-पहुँचैत बँचती आकि नै। जहिना अमती काँट एक दिस छोड़बैत-छोड़बैत दोसर दिस पकड़ि लैत तहिना तपेसरक मन ओझरा गेल। कोनो सोझ बाट आँखिक सोझहामे पड़बे नै करैत। बेकल मोने उठि कऽ सोइरी घर पहुँच माएकेँ कहलक-

"माए...।" माए पछाति कोनो शब्द मुहसँ नै निकललनि।

तपेसरक बेकल मन देखि पल्हनि कहलखिन-

> "बौआ, एना मन छोट नै करू। जे करतूत अछि सएह ने अपना सभ करब। केकरो जान तँ नै ने दऽ देबै। जखनिसँ दुनू बच्चाकेँ छाती चटौलिऐ तखनि से कलपड़ल अछि। सभसँ पहिने दूधक ओरियान करू। अखनि महिंस-गाएक दूध पचबैबला नै अछि, केतौसँ बकरी कीनि आनू। ताबे केकरो बकरी दुहि कऽ लऽ आनू। एक तँ बकरीओ सभ तेहेन अछि जे अपनो बच्चा पालैक दूध नै होइ छै, मुदा जेकरा एकटा बच्चा हेतै ओहन कीनि लिअ।"

अशौच दुआरे दुनू जौआँ भाए-बहिनक -धीरज आ घुरनीक- छठियार नै भेल। ने कियो सोइरी सँठनिहारि आ ने केकरो मन कखनो थीर होइत जे नीक-अधलाक विचार करैत। ओना तीनूक -पल्हनि, सुनयनया आ तपसीक- मन हरिदम बच्चेपर रहै छेलनि मुदा कखनो काल नेकरमसँ अकछि मोने-मन सोचथि जे दुनूकेँ ॠण असुलए भगवान पठौलनि। जेते

ओकर ऋृण बाँकि छै ओते तँ असुले कऽ जान छोड़त। मुदा लगले मन घूमि जाइत जे विधातो भाग-तकदीरकँ नै बदलि सकै छथि। जौं दुनू बच्चा ऐ धरतीक सुख भोगए आएल हएत तँ नहियोँ सेवा-बरदासि करबै तैयो पानिक पाथर जकाँ जीवे करत। मुदा बच्चाकँ छोड़ि तीनूक -पल्हनि, सुनयना आ तपसीक- अपन-अपन जिनगी आ दुनियाँ सेहो छेलनि। पल्हनिए वेचारी की करितथि? एक तँ दस-दुआरी दोसर अपनो बाल-बच्चेदार परिवार तैपरसँ तड़िपीबा घरबला। धैनवाद बूढ़ी-सासु-कँ दियनि जे सुखाएलो-टटाएल हड़डीपर ने कखनो हाथ-पएर कामै होइत आ ने मुँह सापुट लैत। अखनो वएह रूआब जे केते दिन जीब तेकर कोन ठेकान। हजार कि लाख आकि नहियेँ मरब तेकर कोन ठीक। मुदा साँपक मंत्र जकाँ भरि दिन सुगिया -पल्हनि- सासुक नीक-अधला बात सुनैत रहैत मुदा कोनो बातक उतारा नै दैत। अपन सभ किछु बूझि सासु -झिंगुरी- मालिक जकाँ काजक समीक्षा हरिदम करैत रहैत जे कोन-काज केहेन उताहुल अछि। जेहेन जे काज उताहुल तइ काजकँ दोसर काज छोड़ि करए लगैत तँए सुगिया सासुक बातो कथा सुनि चुप्पे रहैत। तँए कि झिंगुरी हरिदम पुतोहुपर गरमाएले रहै छेली? केना रहितथि, जखनि सुगिया कोनो अँगनाक पवनौट, कोनो तीमन-तरकारी वा सिदहा आनि आगूमे देथि वा बैसलोमे टाँग पसारि जँतऽ लगैत तखनि वएह सासु ने असिरवाद दइ छेलखिन जे हमरो औरूदा भगवान तोरे देथुन। यएह ने परिवार छी जे हरिदम सुख-दुख, नीक-अधला, हँसैत-कनैत मस्तीमे चैनसँ चलैत रहए। झिंगुरीओक जिनगीमे तहिना भेल। एक्के सन्तानक -बेटा- पछाति विधवा भऽ गेली। अपना खेत-पथार तँ नै मुदा अदहा गाम -भैयारीक हिस्सा- तँ खानदानी सम्पति छेलै। जइसँ खाइ-पीबैक कोन बात जे दू पाइ बेटोकँ खाइ-पीबैले दैत रहली। भलहिं बेटा नसेरी किए ने भऽ गेलनि। की अखनो धरि बेटाकँ कहियो एकटा खढ़ उसकबए नै कहलनि। जौं माए-बाप अछैत बेटा सुख नै केलक तँ माए-बापक मोले की? ऐ बातकँ गीरह बान्हि झिंगुरी कहियो बेटाकँ कोनो भार अखनि धरि नै देने। भलहिं बेटा सहलोले किए ने भऽ जाए मुदा सिद्धान्तो तँ सिद्धान्त छी। ओकरो अपन महत छै। भलहिं करी वा नै करी। जौं से महत नै छै तँ बुधियार लोकक बेटा बुड़िबक केना भऽ जाइ छै।

दसदुआरी रहने सुगियाकेँ घरसँ बाहर एते काज करए पड़ैत जे दिन-राति रेजानिस-रेजानिस रहै छेली। साँझ-भोर, राति-दिन काज। केम्हरो जँत्ते-पीचैक समए तँ केम्हरो बिआउ करैक ताक। धैनवाद सुगीयेकेँ दी जे घिरनी जकाँ हरिदम नाचि काज सम्हारैत। तहूमे मइटुग्गर धीरज आ घुरनीक तँ सहजे माइए छथिन। दूध पिऔनाइसँ लऽ कऽ जाँति-पीचि देह-हाथ सोझ करऽ पड़ैत। दसदुआरी रहने दस दिस सेहो आँखि-कान ठाढ़ राखए पड़नि। जिनगीक काज सुगियाकेँ ऐ रूपे पकड़ि नेने जे दोसर दिस तकै नै दैत। मन कहैत जेकरा अपन माए जीबै छै स्त्री होइक नाते अपन चिलकाकेँ अपनो सम्हारि सकैए मुदा ऐ दुनू -धीरज आ घुरनी- केँ दुनियाँमे के देखनिहार छै? हमरा हाथे जनम भेल छै, जौं पैतपाल नै करबै तँ एकर परतवाए केकरा हेतै। भगवानक घरमे दोखी के हेतै। वेचारी दादी सुनयना छथिन मुदा ऐ उमेरमे दूध तँ नै छन्हि। सोलाहो आना बकरीए दूधपर तँ दूधकट्ठू भइए जाएत। जे बच्चा दूधकट्ठू भऽ जाएत ओकर छाती कहियो सक्कत हेतै। खेने-बिनु खेने सुगिया भरि दिन ओइ जंगली जानवर जकाँ नचैत जे बच्चाकेँ दूध पिआ, गर लगा सुता चरौर करए जाइत, तहिना।

अधवयसू सुनयना अपन राजा बेटा तपसीक दुखक बोझ देखि दिन-राति ओइ बोझकेँ हल्लुक बनबैले एकबट्ट करैत रहैत। जहिना युद्धभूमिमे अपन राजापर दुश्मनक अबैत तीर देखि सेनापति उपयुक्त तीर तरकससँ निकालि दुश्मनक तीरकेँ रोकैक प्रयास अंतिम साँस धरि करैत तहिना सुनयना तपसीपर अबैत तीर- 'भगवान केहेन डाँग मारलखिन जे जइ काजक लूरि पुरुखक हिस्सामे देबे ने केलखिन ओइ फाँकमे फँसा देलखिन। कोशिकन्हाक खेत जकाँ आड़ि-धूर मेटा बालुसँ भरि देलखिन। स्त्रीगण होइत हमहूँ तँ स्त्रीगणक सभ काज -बच्चाकेँ दूध पीऔनाइ- नहियेँ सम्हारि सकब। जौं एहेन फाँसे लगबैक छेलनि तँ आरो नम्हर लगा दुनू बच्चोकेँ माइए संगे नेने जइतथि। पुरुखक -बेटा- देह तँ खाली रहितै। मन होइतै चिड़ैक खोंता जकाँ परिवार बना रहैत नै मन होइतै लौका-तुम्मा लऽ दुनियाँमे घूमि-फीर जीबैत। जाधरि हम जीबै छी ताधरि माएक ममता पकड़ि रखितै। मुदा तहू बीच जौं पत्नीक सिनेह बेटा-बेटीक सोह जगितै तखनो तँ मन बौरेबे करितै! अनासुरती सुनायनाक मनमे

उठलनि, माया-मोहक लत्ती जेते दूर धरि चतरैए ओते दूर धरि मनुख तँ नै चतरत। मनुखक तँ बाढ़ि छै। तैबीच हम तपसीआक माए भेलिऐ, जेते धरि कएल हएत तेतबे ने करबै। आकि ओकरा दुखसँ दुखी भऽ अथबल बनि बैस कऽ कानब। माएक काज जेते दूर धरि छै ओइमे कलछप्पन नै करबै। परिवारे केकर छी केकरो नै छी? तखनि तँ मनुख रहत घरेमे। खाएत अन्ने, पीति पानिए। जाबे जीबै छी ताबे बुझै छी जे सभ किछु छी, आँखि मूनि देबै अन्हारमे हरा जाएब। फेर मन घुमलनि हमरा अछैत बेटाक आँखिक नोर देखब हाड़-चामक मनुखकेँ सहल जाएत? ओ तँ पाथरक नै छी जे केतौ पड़ल रहत। मनुखकेँ तँ चलै-फिरै, सोचै-विचारै, बुझै-सुझैक बखारी छै ओ तँ देखिए-सुनि कऽ चलत। दुनियाँ बेइमान भऽ जाएत भऽ जाह मुदा जहिना तपसीक माए छिऐ तहिना तपसी देखत। ओकरा मनमे कहियो ई नै उपकए देबै जे दुनियाँक संग माएओ पएर पाछू केलक। ताधरि तपसीक परिवारकेँ पकड़ि सम्हारने रहबै जाधरि बेकाबू नै भऽ जाएत। भगवान केलखिन आ दुनू पिलुआ उठि कऽ ठाढ़ भेल तँ जरूर परिवार फड़त-फुलाएत। अखनि बेकाबू कहाँ भेल हेन? अखनि तँ सम्हारैबला अछि। माटिक तरमे सजमनि-झुमनीक बीआ गारि दइ छिऐ, समए पाबि जहिना ओ जनमि कऽ ऊपर आबि धरतीसँ आसमान धरि लतरि जाइत अछि, मुदा ई तँ -दुनू बच्चा- माटिक ऊपर अछि। जौं समुचित सेवा भऽ जाए तँ जरूर कलशि कऽ गाछ बनत। आशा-निराशाक बीच सुनयनाक मन वृन्दावनक कदमक गाछपर झुलैत राधा-कृष्ण जकाँ झूलए लगलनि। ने अक चलनि ने बक। आँखि निहारि दुनियाँ दिस देखए लगली। दू-पत्ती-चारि-पत्ती सजमनि-झुमनी गाछक जे लत्तीक आशा अपनाकेँ ठाढ़ रखैत, चारू भाग जहिना छोट-छोट कड़चीक टुकड़ी गाड़ि ओकर रक्षा लगौनिहार करैत तहिना सुनयना फुड़फुड़ा कऽ उठि बड़बड़ेली-

> ''अनेर गाएक धरम रखबार।'' मुहसँ अनासुरती हँसी निकललनि।

पितृ-प्रमुख परिवारमे पिताक परोछ भेलापर ताधरि मातृ-प्रधान परिवार बनल रहैत जाधरि पुत्र पितातुल्य नै बनि जाइत। ओहुना किछु

काजमे मातृत्वे प्रमुख परिवार रहैत। एक तँ ओहिना बच्चाक पालन मातृ पक्षक काज बूझल जाइत तैपरसँ अखनि धरि तपसी माइएक आदेशक पालन करैत आएल, तँए धैनसन। मुदा तैयो टुटैत परिवार आ नव उलझन देखि मन ओझराए लगलनि। एते दिन खेती-पथारी करै छेलौं, दिन-राति ओहीमे लगल रहै छेलौं। आब तँ से नै हएत। एक तँ दिनोदिन माएक हूबा सेहो घटत दोसर बच्चा सभले बकरीसँ गाए धरि पोसए पड़त। ओहिना थोड़े हएत। कहुना करबै तँ खुऐनाइ-पीऐनाइ, दुहनाइ-गारनाइसँ लऽ कऽ ओगरवाहि धरि करए पड़त। खुट्टापर छोड़ि कऽ केतौ जाएबो मसकिल हएत। कुत्ता-बिलाइसँ लऽ कऽ साँढ़-बत्तू धरि उपद्रव करत। ओह! से नै तँ खेत बँटाइ लगा देब। जौं से नै करब तँ नै सम्हरत।

छह मासमे छह दिन कम। बच्चाकेँ जँतै-पीचैक समए होइते पल्हनि -सुगिया- हाँइ-हाँइ गाएक नाइदमे सानी-कुट्टी लगा विदा भेली। डेढ़िया टपिते बामा भागसँ दहिना भाग बिलाइकेँ टपैत देखलनि। मनमे सगुन अपसगुन हुअ लगलनि। जौं दहिनासँ बामा भाग जाइत तखनि ने अपसगुन होइत मुदा से तँ नै बामासँ दहिना टपल। सगुन बुझिते खुशी उपकलनि। मुदा लगले फेर तर्कक संग विर्तक, अतितर्क, अतिवितर्क हुअ लगलनि। मन औनाए गेलनि। पुरुखक कहब ने छियनि जे वामसँ दहिन टपने सगुन होइत, मुदा पुरुखक दहिन स्त्रीगणक वाम होइत आ वाम दहिन? प्रश्नक उत्तर नै पाबि मन ठमकि गेलनि। मुदा लगले सोचलनि, अनजान-सुनजान महाकल्याण। जे पूत हरबाहि गेल देव-पितर सभसँ गेल। अनेरे कोन ओझरीमे ओझराएल छी। जानि कऽ रोग बेसाहि लेब तँ दोख केकर हएत। मन हल्लुक भेलनि। मन हल्लुक होइतै दुनू बच्चा धीरज आ घुरनीपर नजरि बढ़लनि। दुनूक जनमक दिन गानए लगली। वरस्पति दिन पूस मास। आँगुरपर गनैत-गनैत पाँच मास चौबीस दिन पुरलनि। छह मासमे छह दिन कम। हिसाब जोड़िते मन मधुआ गेलनि। अकास-पतालक बीच हृदए नाचए-गाबए लगलनि। एक दिन बितने तँ उनतीस माघ हरा जाइत आ छह मासमे तँ छबे दिन कम रहल हेन। सकताइत-सकताइत बच्चा छहमसुआ भऽ गेल। माएओक पेटमे जे छह माससँ कम रहैए ओकर आँखि नै फुटै छै मुदा छह मास पुरलापर जे

जनमैए ओ तँ भगवतीक बेलक आँखि सन आँखि नेनहि अबैए। छबे दिन ने कम छै आँखिक गुणक सिरखार तँ आबिए गेल हेतै। फूलक कोढ़ी जकाँ पत्ती सभ जरूर निकलि गेल हेतै। अधखिल्लू फूल जकाँ सुगियाक मन हर्ष-विषादक बीच पड़ि गेलनि। पीपरक पात जकाँ हरिदम डोलैबला नै बड़क पात जकाँ भऽ गेलनि। ऐ दुनू बच्चाक माए तँ हमहीं भेलिऐ किने। अपन दादी -सुनयना- तँ पकले आम जकाँ छथिन। मुदा तैयो धैनवाद हुनके दियनि जे घर-अँगनाक काजक संग दुनू बच्चोकेँ सम्हारै छथि। ओना भैयो -तपेसरो- अपन पुरुखपना काज -खेती-पथारी- छोड़ि अँगने-घरक काजमे भरि दिन लगल रहै छथिन। ई तँ ओही वेचारेकेँ धैनवाद दियनि जे एहेन दुधमुहाँ बच्चाकेँ पोसि-पालि रहल छथि। दस दुआरी रहितो की कम करै छियनि। मन शान्त भऽ गेलनि। नजरि भगवान दिस बढ़लनि। भगवान दिस नजरि बढ़िते तामस लहरए लगलनि। कहैले भगवान छथि। सभपर एक्के रंग नजरि रखै छथि मुदा वएह कहथु जे केकरो-केकरो तेते दइ छथिन जे तौला-कराही घिनाइ छै आ केकरो-केकरो चुट्टियाह बँसवाड़ि जकाँ ओइध धरि कोकनि कऽ उपटि जाइ छै। जुगो तेहेन भऽ गेल जे जेहने पुरुखक किरदानी देखै छी तेहने मौगीक। जीबैओबला बेटा-बेटीकेँ कियो मोड़ीमे फेकैए तँ कियो नून चटबैए। फेर लगले मन अपना परिवार दिस घूमि नसेरी पतिपर पड़लनि। पतिपर नजरि पड़िते सासु-ससुरपर खौंज उठलनि। बुदबुदेली-

> ''बेटाकेँ बिगाड़ैमे जहिना बुढ़ियाक -सासु- किरदानी भेलनि तहिना बुढ़बाक। गाँजाक गूल सुनगबैत-सुनगबैत बेटो अपने जकाँ गजेरी भऽ गेलनि। असगरे की करब? घरसँ लऽ कऽ बाहर धरि खटैत-खटैत देह अकड़ि जाइए।''

तपेसर ऐठाम पहुँचिते सुनयनाकेँ बच्चा लग बैसल देखलनि। बाटक सभ बात बिसरि मुस्कीआइत बजली-

> ''काकी, छह मास पूरैमे छबे दिन कम छन्हि। आब दुनू दुनियाँ देखबे करतनि।''

पल्हनिक बात सुनि जहिना सुनयना अपन सभ किछु बिसरि बच्चाकेँ हृदैमे समा लेलनि तहिना तपेसर रोपल गाछीक फड़ देखि

विस्मित भऽ गेला। मनमे आनन्दक हिलोर उठि गेलनि। दुनूक -सुनयनो आ तपेसरो- मनमे सबुरक गाछ जनमि गेलनि।

अखनि धरि सुनयना पत्नीपर जेते ओंगठल छेली ओइमे कमी करैक एहसास भेलनि। छह मसुआ बच्चा भऽ गेल। दूधक संग अन्नो चाटत। दालिक झोर बना खुआएब। मुदा लगले मनमे उठलनि जे दालिओ तँ केते रंगक होइ छै। सभ एक्के रंग थोड़े होइ छै। कोनो गलनमा -सुपाच्य- होइ छै तँ कोनो गरिष्ठ। सबहक अपन-अपन चालि-ढालि -गुन-धर्म- होइ छै। मन औना गेलनि। औनाइत-औनाइत मन खेरही दालिपर गेलनि। जेहने आकार तेहने गलनमा। अखनि कि कोनो रोटीपर लठगर खुआएब। पत्नीकेँ कहलखिन-

"कनियाँ, सभसँ नीक खेरहीए दालि हएत?"

"हँ। जेना-जेना देह सकताइत जेतै तेना-तेना खोराको बढ़बैत जैहएथिन। आब अपनोसँ ओरिया-ओरिया जँतबो-पिचबो करिहथिन आ तेलो-कुर दिहएथिन।"

पत्नीक सभ बात सुनायना सुनबो नै केलनि आकि बिच्चेमे मन उड़ि कऽ तपेसरक जिनगीपर चलि गेलनि। वेचाराकेँ दुनियाँक कोनो सुख नै भेल। पाँचो बर्ख कनियाँ संग नै रहल। कोन जनमक पाप बिषेलै से नै जानि। फेर मन उनटि अपनो दुनू परानीपर गेलनि। माएओ-बापक कएल नीक-अधला काजक फल बेटा-बेटीकेँ पड़ै छै। जेना-जेना विचार उठनि तेना-तेना मुँहक सुखी क्षीण -उदास- होइत जानि। कहीं हमरे सबहक -माए-बापक- कएल पाप ने तँ वेचाराक ऊपर डिरिआइ छै। फेर मन आगू बढ़ि समाज दिस बढ़लनि। एहेन बेर-विपति की तपेसरेपर पड़ल अछि आकि आनो-आनकेँ पड़लै।

सोगमे पड़ल तपेसरक मन अपन गिरैत परिवारपर अँटकल। जेते उपजा-बाड़ी होइ छेलए बँटाइ लगौने दूधक डारही होइए। एक तँ समैक कोनो ठेकान नै तैपर लोढ़ि-बीछि कऽ सेहो लइए जाइत अछि। मगर खरचा तँ बढ़िए गेल। अपनो काज-उद्यम छोड़ि भरि दिन अँगने-घरक काजमे लटपटाइत रहै छी। छोड़िओ केना देबै? कोनो कि भेड़ी-बकरीक बच्चा छी जे पेटसँ निकलल आ कुदए-फानए लगल। मनुखक बच्चा तँ

ताड़क गाछ जकाँ होइत अछि। जेकर जड़िए बन्हैमे केतेक समए लगैए। ई भिन्न बात जे वोनमे जैठाम ताड़क गाछ ने दोसरकँ रोकैए आ ने अपने रूकैए।

भक्क टुटिते सुनयना पल्हनिकँ पुछलखिन-

''कनियाँ, की कहलिऐ से नै बुझलौं?''

पल्हनि कहलकनि-

''यएह कहलियनि जे आब अपनो सभ काज सम्हारि सकै छथि।''

सभ काज सम्हारब सुनि सुनयनाक मनमे परिवार नाचि उठलनि। सोचए लगली जे जखनि परिवारमे लोकेक बाढ़ि ठमकि गेल तखनि धने-सम्पति लऽ कऽ की हएत? पुन: विचार घुमलनि। जौं भगवान दुनूक औरूदा देथिन तँ धन-सम्पति कमा लेत। कमाइक बात मनमे उठिते अपन काज दिस नजरि बढ़लनि। बिसवास जगलनि जे जखनि पिलुआ सन दुनू छल तखनि तँ पालि लेलौं। आब तँ सहजे छह मसुआ भऽ गेल। हमरा अछैते बेटा -तपेसर- कानए, ई केहेन हएत! पुन: मनमे उठलनि, अपने पुरना साड़ीक बिष्टी पोताकँ बना देब आ पोतीकँ घघड़ीओ सीबि देबै। उमेरे बेसी भऽ गेल तँए की। जाबे देहमे हूबा अछि ताबे तँ खटबे करब जहन हूबा टूटि जाएत तहन बूझल जेतै। तँए की बेटाकँ कानए देब। दुनियाँमे कियो ओकर नोर पोछैबला नै छै? जौं नै छै तँ सुगीये -पल्हनिए- किए एते करै छै। ओकरा हमरा परिवारसँ कोन मतलब छै। मुदा छै। जेकरामे प्रेम छै ओकरे दुनियाँमे सभ छै।

दुनू बच्चाकँ जाँति पल्हनि बजली-

''आब जौं बकरीक दूध नहियोँ हेतनि तँ गाएओक दूधसँ काज चलि जेतनि। आब ओछाइनपर बच्चा अपनो उनटै-पुनटैले जोर करतनि। आस्तेसँ कर घुमा दिहथिन ओना बेर-कुबेर हमहूँ अबिते रहब। भैयाकँ कहि दथुन जे काल्हि पटोर पहिरि अँगनासँ निकलबनि।।''

चिन्तामे डुमल तपेसर अपनो सोचैत आ दुनू गोटेक -माए आ पल्हनि- गपो-सप्प सुनैत। ओना किसानी बुधि तपेसरकेँ, तँए जेते मन काज दिस दौगैत ओते गप-सप्प दिस नै। अखनि धरिक जे जिनगी रहलनि ओइमे एकाएक मोड़ एलनि। १०८दानाक तुलसीमालाक जप जकाँ तपेसरक दिन-राति अपन घर-गिरहस्तीक काजक बीच बित जाइत। ओना जहिना मनक बिसवासकेँ आँखि नै झूठला सकैत तहिना तपेसरक हृदैमे माए आ पल्हनि, चौपड़ि मारि बैसल रहनि तँए, चिन्ता ओते नै जेते हेबाक चाहियनि।

दुनू बच्चाकेँ जाँति पल्हनि हाथ-पएर सोझ कऽ टाँग पकड़ि उल्टा झुला चानिमे काजरक टीक्का लगा मुस्की दैत सुनयनाकेँ कहलखिन-

''काकी, भैयाकेँ बिआह करा दियनु?''

बिआह सुनि सुनयना सुख-दुखक -नीक-अधलाक- बीचक सरोवरमे पैसि सोचए लगली। हमरे आशा केते दिन हेतै। चौथापनमे पहुँच गेल छी, जेते दिन जीबै छी जीबै छी। मुदा ओकर -तपेसरक- जिनगी तँ से नै छै। अखनि ओकरा की भेल हेन। बच्चोक कोन ठेकान अछि। जुआनो-जहान चलि जाइ छै। एक तँ मनुक्खे माटिक काँच बरतन छी तैपर ओ -दुनू बच्चा- तँ आरो गिलगर माटि जकाँ अछि। नीक जकाँ सुखबो ने कएल अछि। एक रती कोनो चीजक टोना लगतै टन दनि चलि जएत। मुदा परिवार तँ पुरुख-नारीक संयोगसँ चलैए। जाबे दुनूक संयोग नै हएत ताबे दुनियाँ -सृष्टि- आगू मुहेँ केना ससरत? बातकेँ टारैत सुनयना बजली-

''कनियाँ, कहलौं तँ नीके बात मुदा साल भरिक बीच केना एहेन गप करब।''

सुगियाक बात तपेसरो सुनने। तरे-तर मन बजैले ओढ़ मारै मुदा बुधि रोकैत रहनि। केतबो बुधि रोकलकनि तैयो तपेसरकेँ बजा गलनि-

''कनियाँ, अहुँ नीकेले कहलौं, कटै नै छी मुदा जौं दुनू बच्चा उठि कऽ ठाढ़ हएत आ दुनियाँ दिस डेग बढ़ौत तखने...! एक तँ ओकरा मइटुग्गर बूझि कियो अपन बेटा-बेटीकेँ ऐ घर आबै ने

दैत तैपर जौं दोसर बिआह कऽ लेब तखनि तँ आरो कियो अपना बेटा-बेटीकेँ सतमाए लग आबए नै दिअ चाहत।''

तपेसरक बात सुनि पल्हनि बजली-

''भैया, हिनका सन-सन समाजमे केते पुरुख छथि। समाजो तँ एकरा अधला नै बूझि उठा लेने अछि। रस्ता बना देने अछि तखनि किए एना बजै छथि।''

सुगियाक बात सुनि जहिना तपेसरक मुँह बन्न भऽ गेलनि तहिना सुनयनाक। मोने-मन सुनयना सोचए लगली, कोनो नवकनियाँ -जेकरा दुनियाँदारीक थोड़ ज्ञान छै- परिवारमे सासु-ससुर, पति, भैंसुर-दिअर, ननदिक बीच अबैत। ओकरा काँच कड़ची जकाँ जइ रूपे लीबा कऽ बनौल जाइत ओइ रूपक बनैत। किए लोक सतमाएकेँ दोख लगबैए। ओहो तँ मनुक्खे छी। जौं ओकरा मनुखक रस्ता छोड़ा देब तँ ओ मनुख बनत केना? मुदा किछु मनुक्खो तँ ओहन होइत जे जेरमे रहए नै चाहैत? हँ मुदा ओहन सतमाइए टा तँ नै होइए, आनो-आन होइए।''

सुनयनाक मन ओझरा गेलनि, तँए चुप भऽ गेली।

तपेसरक मनमे उठलनि जिनगी की? जौं जीबैले जिनगी तँ जीबैले अनेको तरहक साधनक जरूरति सेहो होइत। परिवारिक जिनगी लेल पुरुख-नारी दुनूक जरूरति होइत अछि। जौं से नै हएत तँ परिवार केते दिन परिवारक रूपमे ठाढ़ रहत। अखनि बूढ़ माएक आशापर दुनू बच्चा जीब रहल अछि जखनि कि हुनको -माएओ- भानस-भात करए, सेवा-टहल करए लेल टहलूक जरूरति छन्हि। जौं ओहो मरि जेती तखनि अपनो-सभकेँ के भानस कऽ खुऔत। अपने खाइक ओरियान करब आकि भानस करब। जौं भानसे नै हएत तँ खाएब केना? जौं खाएब नै तँ जीब केना? जौं मनुक्खे नै जीवित रहत तँ परिवार केना बनल रहत? मुदा मनुखो तँ अजीव होइत अछि। कियो अपन घरमे लागल आगि मिझबै पाछू अपनो जरि-पकि जाइत तँ कियो हँसि-हँसि घरमे आगि लगबैए। मुदा अपना ऐठाम तँ से नै अछि। अनजानमे भलहिं जे भऽ गेल हुअए मुदा जानि कऽ तँ किछु नै भेल। पल्हनिक विचार तँ अधला नहियेँ छन्हि। ओहो वेचारी तँ दुनू बच्चाक मुहेँ देखि बजली। अपन जानि बजली।

हुनको मनमे कहाँ छेलनि जे दोसर स्त्री कुल्टे हेतनि। सुपात्रो भऽ सकैए। खैर जे हौ, मुदा परिवारमे जरूरति तँ जरूर अछि। भलहिं अखनि माए सम्हारि रहली हेन मुदा परोछ भेलापर -मुइलापर- तँ जरूरति हेबे करत। फेर मनमे उठलनि जौं कहीं माएक सोझहेमे बेटी भानस-भात करै जोकर भऽ जाएत तखनि...। बिआह भेलापर ओहो सासुर जाएत। ताधरि पुतोहुओ तँ हएत।

साल लगि गेल। ऐबेर अदरा पावनि रीब-रीबेमे रहि गेल। माघमे तेहेन मारूख हवा चलल रहै जे एकोटा आमक गाछ मोजरबे ने कएल। धिया-पुताक कोन गप जे सियानो सभ आमक मास बुझबे ने केलक। जहिना बिनु बरक बरियाती नै होइत तहिना बिनु आमक अदरा पावनिए की? पुरुखे रहने ने मौगी गिरथानि बनैत, बिना पुरुखे तँ राँड़-मसोमात कहबैत। अंतिम जेठमे मौनसुनी तँ नै बिहड़िया बर्खा भेल। बर्खा भेने धरतीक रंगे बदलि गेल। आन साल जकाँ ने बेसी गरमी पड़ल आ ने बाध-वोनक रूप बिगड़ल। हरिअर घाससँ बाध सुग्गा पाँखिक साड़ी पहिरल जकाँ सुन्नर लगैत। अगता हाल भेने पूबरिया घरक पछुआरक दाबा परहक गेनहारी सागक गाछ सुनयनाक जनमि गेलनि। बीसे दिनमे आँगुर भरि-भरिक भऽ गेल। कनौजरि छोड़ै जोग भऽ गेल। काल्हिए बीड़ार देखि सुनयना विचारि लेलनि जे काल्हि एकरा -सागकेँ- रोपि लेब। अखनि रोपलासँ पाँच दिन पछुएबे ने करत मुदा कनौजरि तँ ठीक रहत। तहूमे पछबा थोड़े बोहैए जे रोपलापर एकोटा लटुआएत। दुनू साँझ पानि देबै लगले लागि जाएत। कनी-मनी रौदमे अलिसाएत तँ सेहो रातिक ठंढमे उठि कऽ ठाढ़ भऽ जाएत। जौं अखनि नै रोपि लेब तँ भदबारिमे तीमनक दिक्कत हएत। फेर मनमे उठलनि, भदबारिक साग! तत्-मत् करिते रहथि आकि मनमे उठलनि पोरो-पटुआ साग ने भदबारिमे कफाह होइए सभ साग थोड़े होइ छै। जहिना जाड़मे सेरसो-तोड़ी झँसगर होइए, चैत-बैसाखमे पोरो-पटुआ, तहिना ने भदबारिमे गेनहारी-ठढ़िया होइए। मनमे खुशी भेलनि। मनमे चमकलनि गेनहारीक रूप। हरिअर साड़ीसँ सज्जित पात, तहिक बीच लाल डाँटक पाढ़ि, धरतीपर ओलरि मस्तीक आँखिसँ दुनियाँ दिस देखैत। अपन जिनगी दोसराक सेवा लेल अरोपि बेर-बेर मुड़ी कटला पछातिओ पुन: मुड़ी पैदा कऽ सेवा लेल इशारा करैत।

जहिना मुरगी चूजाक संग खोपसँ निकलि ओचौन बाड़ी-झाड़ीमे चरौर करैत, बोलीओ सीखैत आ दुनियाँ देखए जाइत तहिना दुनू बच्चा धीरज-घुरनीक संग सुनयना लोटामे पानि नेने पछुआर दिस विदा भेली। दावा लग पहुँच ठाढ़ भऽ गेनहारीक बीराड़ देखिते मन पड़लनि भीतमे साटि कऽ राखल गुरमीक बीआ। आँखि उठा कऽ देखलनि तँ चक-चक करैत बीआ। बीआ देखि मन पड़लनि जे गुरमीओ रोपैक समए आबि गेल। मारे बीआ अछि, एते थोड़े अपने रोपब। अनको देबै। गुरमी मनमे रहबे करनि आकि दुनू बच्चा दिस तकली। गुरमीक कोमलता मनमे अबिते मुहसँ अनासुरती निकललनि-

''बौआ, आइ साग रोपि दइ छी काल्हि गुरमीओ रोपि देब।''

दादीक बात सुनि धीरज बाजल-

''कोन गुलमी?''

भीतमे साटल गुरमीक बीआ आँगुरसँ देखबैत सुनयना बजली-

''ओ बीआ गुरमीक छी। जहिना अहाँ दुनू भाए-बहिन बच्चा छी तहिना ओहो बीआ छी। ओकरा खुरपीसँ माटिकँ खुनि रोपि देबै। पाँच-छह दिनमे गाछ जनमि जाएत। जहिना अहाँ दुनू गोरे हमरा एतेटा हएब तहिना ओहो बढ़ि कऽ फड़ए लगत।''

दादीक बात सुनि घुरनी ठुनकैत बाजल-

''गुलमी लेब। गुलमी लेब।''

घुरनीक ठुनकबपर धियान नै दऽ सुनयना लोटाक पानि सागक गाछपर छीटिलनि। पानि छीटैत देखि घुरनीओ चुप भऽ गेल। लोटा रखि गाछ निहारि कऽ देखलनि तँ बूझि पड़लनि जे एक दिससँ उखाड़ैबला सभ गाछ नै अछि। से नै तँ छोटकाकँ बैरा बड़का उखाड़ब। चारि दिन पछाति छोटको रोपाउ भऽ जाएत। फेर मन पड़लनि जे एक डेढ़ धूर करीबमे रोपब। चारि-पाँच डेग पूबे-पछिमे आ चारि-पाँच डेग उत्तरे-दछिने। एक-एक बीतपर रोपब। मोने-मन हिसाब जोड़ि बीआपर नजरि दैते बूझि

पड़लनि जे चारिओ हिससँ कम्मे गाछ लगत। खैर, भगवान सभ चीज अहिना देथुन जे अपनो खाए आ दोसरोकेँ दिऐ।

निहुरि कऽ सागक गाछ उखाड़ए लगली। तैबीच दुनू भाए-बहिन - धीरज-घुरनी- एक्के गाछपर हाथ दऽ उखाड़ए चाहलक। एक-दोसराक हाथ-हटबैक कोशिश दुनू करए चाहलक। हाथ पकड़ि दुनू कटौझ करए लगल। दुनूक कटौझ नै छोड़ा सुनयना हाँइ-हाँइ छेँटगरहा गाछ उखाड़ि कहलखिन-

"चलै चलू। भऽ गेल।"

आगू-आगू दुनू बच्चा आ पाछू-पाछू सुनयना आँगन एली। आँगन आबि बाटीक पानिमे गाछक जड़ि धोय बाटीएमे रखि देलखिन। रोपाउ जगहपर जनमल घासकेँ उखाड़ि कातमे फेक ओसारक चारसँ खुरपी उतारि बीत-बीत भरिपर छअ मारि-मारि दड़ी बनबए लगली। गोर दसेक दड़ी बनबिते दुनू भाए-बहिन हाथसँ खुरपी छीनए लगलनि। काजकेँ बाधिक होइत देखि सुनयना दुनू बच्चाक हाथ छोड़ा, बीच आँगनमे खुरपी फेक देलनि। शंका रहनि जे खुरपी ने लागि जाइ। दुनू बच्चा खुरपी आनए दौगल तैबीच ओ बाटीसँ गाछ निकालि हाँइ-हाँइ रोपए लगली। दुनू बच्चा खुरपी पकड़ि फेर छीना-छीनी करए लगल। हाथमे खुरपी लगैक डर फेर भेलनि। दसो दड़ी रोपि बाल्टीन लऽ पानि आनए कल दिस विदा भेली। दुनू बच्चा खुरपी छोड़ि पाछू-पाछू दौगलनि। पानि आनि लोटासँ रोपलाहा गाछमे पानि दिअ लगली। फेर दुनू लोटा छीनए लगलनि। हाँइ-हाँइ पटा लोटा दऽ देलखिन। फेर दुनू लोटा छीना-छीनी करए लगल। तैबीच खुरपी आनि दड़ी खुनए लगली। दुनू बच्चाकेँ देखि बौआए लगली। खुरपी लऽ दड़ी खुनब कि रोपब आकि पटाएब।

अढ़ाइ बर्ख बित गेल। दुनू भाए-बहिन दादीओ आ पितोसँ बाजब सीख लेलक। दुनूक बोलो फरिछा गेल। सुपुट बोल निकलए लगल। पियास लगलापर पानि आ भूख लगलापर भात-रोटी बाजए लगल। बजरूआ बच्चा जकाँ मोबाइलसँ गप, छुड़ी, पिस्तौलक खेलौना आ छुड़छुड़ी फटाका फोड़ब नै बुझैत मुदा तैयो गमैआ बच्चाक जिनगी जरूर जीबए लगल। गाम-घरमे जे गति विधवा, निस्सहायक होइत से गति

मइटुग्गर धीरज आ घुरनीक परिवारमे नै छेलै। गाम-घरमे गरीब मइटुग्गर, बपटुग्गरक प्रति सियानोक नजरि विषैला होइत। विधवाकेँ डाइनक संग अशुभ बूझल जाइत तहिना दुखताहसँ घृणा आ मइटुग्गर-बपटुग्गरसँ सेहो कएल जाइत अछि।

पानिक बाल्टीन नेनहि सुनयना कलपर पिछड़ि खसि पड़ली। ओना देहमे चोट लगलनि मुदा माथ उठले रहि गेलनि। ईंटा चोटसँ दहिना गट्टा टूटि गेलनि। तत्काल चोट तँ तेहेन नै बूझि पड़लनि मुदा गट्टा फुलब शुरू भऽ गेलनि। तपेसर बाँसक पात आनए गेल रहए। ओसारपर ओछाइन खसा एक्के हाथे सुनयना ओछा पड़ि रहली। ओछाइनेपर दुनू बच्चा बगलमे बैसल। पात लऽ कऽ अबिते माएकेँ सूतल देखि तपेसर पुछलकनि-

“माए, सूतल किए...?”

नोर पोछि सुनयना उत्तर देलखिन-

“बौआ, कलपर खसि पड़लौं।”

खसैक नाओं सुनि तपेसर चमकि कऽ पुछलकनि-

“चोटो-तोटो लगलौं?”

“ईंटापर कनी चोट लगि गेल।”

लग आबि तपेसर गट्टाक फुलल देखि गुम भऽ गेला। फुलबक हिसाबसँ भरिसक टूटि गेलै। मन चनकि करेज दरकि गेलनि। मनकेँ थीर करैत बजला-

“डाक्टरकेँ बजौने अबै छियनि। दबाइ देथुन नीक भऽ जेमे।” कहि कलपर पहुँच हाथ-पएर धो, अंगा पहिरि तपेसर विदा भेला। आँगनसँ निकलिते मनमे उठलनि जहाँ धरि पार लागत तहाँ धरि तँ करबे करबनि। जखनि जिनगीएक कोनो ठेकान नै अछि, कखनि की भऽ जाएत तेकर कोन ठीक। अपने बाँसपर चढ़ै छी जौं ओतैसँ खसि पड़ी तखनि की हएत? चिन्ता बढ़ए लगलनि।

डाक्टर संग आबि तपेसर माएकेँ कहलखिन-

''माए, जेना जे भेलौ से सभटा बात डाक्टर साहैबकेँ कहुन।''

सुनयनाक बात सुनि डाक्टर पलस्तर कऽ देलखिन। फीस लऽ चलि गेला।

गाएकेँ पानि पीआ तपेसर बाँसक पात टोनियाबए लगला। मनमे उठलनि काजक बोझ। एक तँ ओहिना दिन-रातिमे एक्को छन निचेन नै होइ छी तैपर माएक गट्टा टुटब तँ आरो काज बढ़ा देलक। छोड़ैबला कोन अछि। गाएकेँ खुएनाइ-पीएनाइ, घर-बाहर केनाइ छोड़ि देब से नै बनत। एक तँ लछमी दुआरपर कलपती दोसर बच्चाक माए तँ वएह छी। अखनि की भेल दू-अढ़ाइ बर्खक अछि, जौं ओकरा कनीओं कऽ दूध नै हेतै तँ सक्कत छाती केना बनतै। अपने नै हएत तँ नै हएत। माएओ तँ तहिना भऽ गेल। एक तँ बुढ़ाड़ी तैपर जौं पाबोभरि दूध नै हेतै तँ बुढ़ाड़ीक हाड़ केना जुटतै। एते दिन दुनू बच्चेक ताक-हेर करए पड़ै छल आब माएओक तँ करए पड़त। उपजा-बाड़ी तँ तेहेन होइए जे पार लागब मोसकिल भऽ गेल अछि। रौदी भेने ऐबेर आरो संकट बढ़ि गेल। पछिले माससँ बेसाह लगि गेल। पाइ-कौड़ीक कोनो दोसर उपए नै। हे भगवान! कोन जनममे चूक भेल जे चर्मरोग जकाँ सौंसे देह एकबट्ट भेल अछि! मुदा, की चिन्ता केने दुख भागि जाएत? पत्ता टोनि कुट्टी काटए लगला। मन पड़लनि बाँसक पातक कुट्टी। एक तँ लगहरि गाएकेँ बाँसक पात खुअबै छी। मुदा उपए की? जौं दू मुट्ठी हरिअरी नै हेतै तँ नारक कुट्टी केना खाएत। अपने घास आनए जाएब से ओते पलखैत रहैए। गाएक नादिमे कुट्टी लगा माए लग आबि बजला-

> ''माए, चिन्ता-फिकिर नै कर। दिनक दोख छेलै, भेलै। तोरा कोन चीजक कमी छौ। हमरा सन बेटा, दूटा पोता-पोती लगेमे छौ तखनि तोरा कथीक दुख।''

भरभराएल स्वरमे सुनयना कहलखिन-

> ''बौआ, आँखिक सोझमे तोहर दुख देखि छाती छटपटाइए। जेहो कोनो काजमे संग-साथ दइ छेलिअ सेहो आब हएत।''

माएक बात सुनि तपेसर अवाक भऽ गेल। बोल बन्न भऽ गेलै। मनमे उठलै रतुका सिदहा। बेर टगि गेल। केना राति चुल्हि चढ़त। बिनु खेने केकरो नीन हेतै। जे कनी-मनी हाथमे छेलए सेहो दबाइए-दारूमे चलि गेल। एना भऽ कऽ कहियो हाथ खाली नै भेल छेलए। ने तँ पचासे रूपैआ दुआरे डाक्टर साहैबकेँ एना कहितियनि। तरे-तर छाती डोलए लगलनि। आगू नाथ ने पाछू पगहा। माएकेँ कहलनि-

''माए, खेत बेचने बिना एक्को दिन पार लगब कठिन भऽ गेल। से...।''

बेटाक बात सुनि सुनयना चुपे रहली। मनमे उठए लगलनि घर-परिवार तँ ओकरे छिऐ। केना हँ आकि नै कहबै। हमरा बुते की हेतै। धारक बेग जहिना भौर लैत तहिना सुनयनाक मन भौर लिअ लगलनि। एक-एक पाइ कम भेने घर खसैत आ एक-एक पाइ जमा भेने उठैए। एक-एक कट्ठा जौं बिकाइत गेल तँ निरभूमि होइमे केते दिन लगत। एक दिस परिवारक खर्च दोसर दिस समैक मारि तैपर जेते सम्पति कमत ओते तँ कमे होइत जाएत। माएकेँ चुप देखि तपेसर बजला-

''जाइ छी, चौरी खेत बेचैक गप-सप्प करए।''

खेत बेचैक बात करए तपेसर विदा भेला। आँगनसँ निकलिते मनमे उठलनि सुपतोसँ कम दाम देत। जहिना गड़ामे उत्तरीबलाकेँ कौआसँ खैर लुटौल जाइत तहिना ने हएत। मुदा लगले मन सकतेलनि, बजला-

''तोहर कोन दोख। मन-पेट काटि लोक घर बनबैए आ बिहाड़िमे उड़ि जाइ छै तइमे बनौनिहारक कोन दोख।''

सबुर भेलनि डेग आगू बढ़ौला। दुनियाँ बड़ीटा छै। जौं भगवान हाथ-पएर दुरूस रखने रहता तँ कहुना नै कहुना जिनगी गुदस कइए लेब। मुदा आइक जे परिस्थिति अछि ओकरा छोड़ि कऽ भागब? भागब तँ कायरता हएत। कोन मुँह लोककेँ देखाएब। हमरा सन-सन ढेरो लोक अछि। लगले मन उनटि गेलनि। जहिना गाममे केतेको वृत्तिक लोक होइत अछि तहिना गामोक अनेक रूप होइत। एक्के गाम केकरो लेखे विद्वानक होइत तँ केकरो लेखे मुरुखक। केकरो लेखे शराबी-जुआरीक

होइत तँ केकरो लेखे बेइमान-शैतानक। तँए कि आमक गाछमे तेतरि फड़ि जाएत आ तेतरि गाछमे आम? सभकेँ अपन-अपन गुण-स्वभाव आ चलैक रस्ता होइ छै। कियो फटेहाल जिनगी पाबि जीबैए आ कियो सुभितगरसँ जीबैए। एकर माने ई नै जे फटेहाल जिनगी जीनिहार पतिते भऽ जाए। हँ, होइतो अछि। मुदा जेकर जेहेन विचार तड़गर रहैए ओ ओहन जिनगी बना जीबैमे आनन्द प्राप्त करैए। आनन्दे प्राप्त करब तँ उदेस होइत अछि। कियो तत्व-चिन्तनमे समए लगबैत तँ कियो दिन-राति लुचपत्री केने घुरैत। एहनो-एहनो तत्व चिन्तक ऐ धरतीपर भेल छथि जे दोहरा-तेहरा कऽ जिनगी मांगि तत्व-चिन्तन करैत रहला। ऐ असीमित भूमाकेँ, कठिन मेहनतेसँ जानल आ ताकल जा सकैए। टोलक अंतिम छोड़पर पहुँचिते तपेसरकेँ कलकत्तासँ आएल खुशीलाल पुछलकनि-

''भाय केतए जाइ छी?''

खुशीलालक बात सुनि तपेसर ठमकि गेला। जहिना खुशी मनमे मधुआएल बोल पनपैत तहिना दुखी मनमे सिनेहक बोल। कनीकाल चोकरियाएल ठोर, थरथराइत पिपनी रूपमे ठाढ़ भऽ मिरमिराइत तपेसर बजला-

> ''बौआ, विपतिमे पड़ल छी। माएक हाड़ टूटि गेलनि। पलस्तर तँ करा देलयनि। मास दिन पछाति पलस्तर कटतनि। तैबीच पथ-पानिक संग-संग दबाइ-दारू सेहो चलतनि। केते कहबह?''

''भैया, हमहूँ अही समाजक बेटा छी। जेते शक्ति अछि ओते मदति करब। साल भरिपर चारि-पाँच हजार रूपैआ लऽ कऽ कलकत्तासँ आएल छी। अखनि जेते पाइक काज अछि लिअ छह मासमे बिना सूदिक घुमा देब। अखनि अहूँक काज चलि जाएत आ कनी दिके कि सिके अपनो चला लेब।''

बिनु सूदिक रूपैआ सुनि तपेसरक मनमे खुशी आएल। मुदा लगले मनमे भेल जे बेथा सुनि खुशीलाल औगुता कऽ ने तँ बजला। जहिना ओ बजला तहिना की हमहूँ करब। जहिना देहमे रोग सन्हियाइते रसे-रसे पसरए लगैत तहिना तँ अखनि अपनो अछि। छह मासक समए दइ छथि

मुदा ओरियान हएत। दिन-दिन खरचो बढ़बे करत जखनि कि आमदनीक कोनो जोगार नै देखै छी। तखनि केना लेब? बजला-

''बौआ, दू कट्ठा खेते लऽ लैह।''

खेतक नाओं सुनि खुशीलाल सहमि गेला। एक तँ वेचारे विपतिक मारल छथि। तैपरसँ खेत लेब। करेज थीर रहतनि? जखनि करेजे थीर नै रहतनि तखनि तँ आरो सोग बढ़बै करतनि किने। कहलखिन-

''भ... इ... आ...।''

बजैत-बजैत आँखिमे नोर आबि गेलनि। पुन: बजला-

''छह मासक बदला दू-चारि मास पछाइते देब।''

बिनु सूदिक रूपैआ तपेसरक मनकेँ तड़का देलकनि। मनमे चमकलनि सूदि प्रथा। जैपर दुनियाँक बैंक ठाढ़ भऽ नंगटे नचैत धनीकक शासनक -सत्ताक- फुलवाड़ीक शोभा बढ़ौने अछि। जइसँ देशक उन्नति -मनुखक कल्याण- मुँहक बोल मात्र रहि गेल अछि। तैठाम समाजमे...। जइ समाजकेँ सूदि दू भागमे बाँटि देने अछि- सूदिखौक आ सूदिदार। बैंकक सूदि कम होइ छै मुदा छबे मासमे मूल धन बनि सूदि पैदा करए लगै छै। बियाजक बंश दुनियाँमे पसरि गेल अछि। जखनि कि समाजक सूदि एकहरफी चलै छै। भलहिं महाजनक बोही गीता-रामायणक थाकमे रहि पारसमणि जकाँ बोहीओ गीता-रामायण बनि जाए। देन-देनक सीमा-सरहद तोड़ि गीता-रामायणपर हाथ रखैत खौदकाक घराड़ीक रजिष्ट्रीक समए बना लैत। लगले मन घूमि अपन समस्यापर एलनि। छोट भाए जकाँ खुशीलालकेँ कहलकनि-

''बौआ, लोकक लाइगमे लोक अही दुआरे बसैए जे सुख-दुख संग मिलि जीब। टुटल सीढ़ी जकाँ अखनि परिवारक स्थिति बनि गेल अछि। कोहुना कऽ एकटा पएर रौपे छी तँ दोसर टूटि जाइत अछि। एक्को डेग ससरब कठिन भऽ गेल अछि। जेना बूझि पड़ैए जे पानि-बिहाड़ि, पाथर, ठनका सभ संगे आबि गेल

अछि। जिनगीक कोनो ठेकान नै देखि रहल छी। जहिना पानिमे नाव खेबनिहारक लग्गी थाह नै लैत तहिना भऽ गेल अछि।''

खुशीलाल कहलखिन-

''भैया, लोकेक काज लोककेँ होइ छै।''

तपेसर बजला-

''बेस कहलह। मुदा लोकोक बीच खाढ़ी बनल अछि। तोरासँ सात कछे बेसी सम्पति अछि। जखनि दुखेक जिनगी भगवान देलनि तखनि ओइसँ केते पड़ाएब। जीता-जिनगी आँखि केना मूनि लेब। मुदा तोड़ा पाबि छाती सूप सन भऽ गेल। जहिना पानिमे डुमैत चुट्टीकेँ खढ़क आशा होइत तहिना भेल। एकटा संगी भेटल। मुदा दुखो असान नै अछि। समैया नै बरह-मसिया अछि। तोरो कहबह जे जखनि एते मेहनति कऽ कमाइ छह तँ पाइकेँ राइ-छित्ती नै करिहऽ। अखनि जे खेत बेचै छी लऽ लैह। फेर जौं बेचब तँ तोरे देबह। मरिओ जाएब तैयो तोहर बेटा-पोता बाजत जे फँल्लाबला खेत छी। वेचारा माइयक सेवामे बेचलक।''

तपेसरक बात सुनि खुशीलालक हृदए पसीझ गेल। चुप-चाप घरसँ एटैची निकालि अनला। चाभीसँ खोलि पाँचो हजार रूपैआ निकालि तपेसरक आगूमे रखि कहलकनि-

''भैया, अखनि धरि ने केकरो कोनो चीज ठकलिऐ आ ने चोरा कऽ एकोटा खढ़ उठौलिऐ। दुनू हाथ उठा भगवानसँ कहै छियनि जे जहिना अखनि धरि निमाहलौं तहिना आगूओ पार लगाएब।''

गंगाजल जकाँ खुशीलालक विचार सुनि तपेसरक मनक बखारीक मुँह खुजि गेलनि। बजला-

''बौआ, सभ बुझै छथि जे जमीन जाल सदृश होइत। जाल बनौले जाइत अछि फँसबैले। तोहर हृदए सौदा कागत जकाँ छह। ऐपर प्रेमोकथा लिखल जा सकैए आ आपराधिक सेहो।

मुदा हम नै चाहब जे तोरा मनमे कनीओं गंदगी आबह। देखहक जमीनेक चलैत झूठ-फूससँ लऽ कऽ बेइमानी-शैतानी, मारि-पीट, केश-मोकदमा सभ होइत अछि। कियो जबुरिया लिखा बेइमानी करैए तँ कियो महदा लिखा। कियो दोसरसँ निशान लऽ दोसराक हड़पैए तँ कियो बलजोरी आड़ि तोड़ि अपनामे मिला लइए। केते कहबह?''

तपेसरक मुहसँ नव बात सुनि, जहिना तैयार खेतमे बागु कएल फसल अँकुरि धरतीसँ ऊपर अबैत तहिना खुशीलालक मनमे जिनगीक नव-नव अँकुर जनमए लगल। नव अँकुर देखि जहिना धरतीकेँ अपन निरोग कोखिक एहसास होइत तहिना खुशीलालक हृदैमे भेल। विह्वल होइत बजला-

''भैया, दुनियाँ किछु हउ आगि लगौ, पाथर खसौ मुदा मनुख अपने जिनगीक जवाबदेह होइत। एक्के गाछक एक डारिमे बाँझी लगलासँ बँझिया जाइत तँ दोसर चुट्टिआ जाइत। मुदा एकर माने ई नै ने जे ओकरामे फड़ैक शक्ति नै छै। फड़बो करैए। कियो किछु करैए करह, जहिना अखनि धरि ओना जिनगीमे कोनो लेन-देन नै भेल छल भाए-भैयारी जकाँ रहलौं तहिना जीता जिनगी रहब। अहाँ जेठ भाय तुल्य छी जे कहब करैले तैयार छी।''

खुशीलालक बात सुनि तपेसरोक हृदए परसाएल आम जकाँ पलपल करए लगलनि। बजला-

''बौआ, अपना गाममे चारि मेलक जमीन अछि। बाड़ी-घराड़ी, भीठ, मध्यम, धनहर आ चौर। एक गामक रहितो चारि तरहक दाम छै। कारणो छै उपजा आ उपयोगक। घराड़ीक जमीन ऊँचगर होइए जइसँ घर बनबैक काजमे अबैए। भीठ सीमापर अछि। घरो बनौल जा सकैत मुदा घर नै बनने उपजो-बाड़ी होइत आ बागो-बगीचा लगौल जाइत। मध्यम धनहरमे सिरिफ अन्ने उपजैत। जखनि कि नीच जमीन भेने चौरीक महत सभसँ कम होइ छै। कारण छै जे बेसी बर्खा भेने वा बाढ़ि एने दहा-

जौं हमरा सन अपराधीकेँ फाँसी नै होइ, सेहो अनुचित हएत। मन असथिर भऽ गेलै। मनुखे ने मानवो आ दानवो बनैए। दुनियाँक ऐ रंगमंचपर कियो वीर बनि तँ कियो कायर बनि पार्ट अदा करैए। मन ठमकलै। पुन: उठलै, जइ धरतीक भार उठबए आएल छेलौं ओइ धरतीक भार बनि गेलौं!! एना किए भेल? की जिनगी भरि हाथ-पएर मारि रहलौं, सेहो तँ नै अछि। चलबैत आएल छी। तखनि भार किए बनि गेलौं। मन अँटकि गेलै। आइ जरूर बूझि पड़ैए जे जिनगी भरि विपरीत -बे-पीरित- दिसा चलि कुमार्ग पकड़ि लेलौं मुदा से ओइ दिन कहाँ बुझलिऐ जे कुमार्ग छी आकि सुमार्ग। काजोमे केतौ बाधा कहाँ उपस्थित भेल? जहिना धारक धारा सिरासँ भट्ठा दिस धड़धड़ाइत चलैए मुदा भट्ठाकेँ सिरा दिस ससरैमे सामना करए पड़ै छै। केना-पानिए पानिकेँ रोकैत रहैए। मुदा बीचमे एकटा तँ होइ छै सिरोक पानि आ भट्ठोक पानि एक-दोसरसँ रोकाइत, ठाढ़ हुअ लगैत। ताधरि ठाढ़ होइत जाइत जाधरि धारसँ ऊपर उठि धरतीपर नै छिड़ियाए लगैत। मुदा धरतीओपर तँ दिसा अवरूद्ध करिते अछि। आइ धरि जे नै बूझि सकलौं ओ अपने केना बूझि पएब। मुदा नै, जिनगीक अंतिम छोरपर भलहिं सभ बात नै बूझि सकिऐ, मुदा किछु नव तँ जरूर बूझि पाबि रहल छी। जौं से नै, तँ कहियो नै बूझि पेलौं जे फाँसी हएत? हमहीं नै, सभ एहने वृत्ति करैए मुदा सभकेँ फाँसीए कहाँ होइ छै। जैठाम पुरजा-पुरजी मनुखक अंग बनल अछि, सभ अंगमे गुण-दोष छै, तैठाम केना जोड़ि कऽ चलौल जा सकैए। समए पाबि कियो दौड़ए लगैए आ कुसमए पाबि थकथका जाइत अछि। तैठाम सौंसे मनुख बनब धिया-पुताक खेलौना नै छी। समए अनुकूल बनए-बनबए पड़ै छै, से नै तँ रग्गड़मे लोक रगड़ाए किए जाइत अछि।

बिसरि गेल बलदेव बारह बजेक फाँसी। मन आगू दिस बढ़लै। जैठाम अधिकांश फूल ओहन अछि जे अनेको रंगक होइए। गंध, रूप आ आकार समान रहितो एक-दोसराक अनुकूलो आ प्रतिकूलो अछि। तहिना गुलाबी आ लाल आलो-लाल आ गाढ़ो लाल बनैए तहिना तँ अपराजित कारीओ बनैए आ उजरो। आ जौं उजरोपर कारीए रंग चढ़ि जाए जेना एक-दोसरपर चढ़ैए। भलहिं थलकमल उज्जरसँ लाल भऽ जाए मुदा सभ तँ थलकमले ने छी।

जहिना फुलवाड़ी फलवाड़ी वा वंशबाड़ी टहलला पछाति छाहरिमे बैसैक मन होइए तहिना बलदेवकेँ सेहो भेल। दुनियाँक दृश्य देखि मन हहिआए लगलै। ऐठाम के देत? केकरासँ मंगबै? जौं मंगबो करबै तँ जरूरी नै अछि जे नीके देत। अधलोकेँ नीक कहि दैत अछि।

जुग-जुगसँ रंग-बिरंगक फूल-फलक गाछ रहितो अखनो हराएल अछि आ हराइओ रहल अछि। भरिसक हराइ-जीताइक खेले ने तँ चलैए? बलदेवकेँ अपने-आपपर शंका उठलै। अखनि जहलक सेलमे छी, अकलबेड़ामे फाँसीपर चढ़ब, कहीं बुइधे तँ ने भगंठि रहल अछि। भंगठले बुधि ने बताह कहबै छै। मुदा बिनु भंगठलोकेँ तँ बताह कहै छै! जहिना धान-रब्बीक रग्गड़सँ हाँसू मुरछि जाइए तहिना बलदेवक मन मुरछि गेलै। किछु समए निकलिते मनमे उठलै अझुका पछाति के हमरा मोन रखत। कोनो कि हम असगरे मृत्युदंड पेलौं आकि पबै छी। कियो गाछपर सँ खसि कऽ तँ कियो पानिमे डूमि, कियो बीखहा दबाइ पीब तँ कियो विषैला साँपकट्टीसँ...!!

मुदा हम तँ ओइ सभसँ भिन्न छी? दुनियाँक बीच अपराधी छी, ओहन अपराधी जेकरा दुनियाँ थूक फेक भगबैए। मनमे हुमड़ैत वायुक दरद बूझि पड़लै। केकरा लेल एते अपराध केलौं? की अपना लेल आकि परिवार लेल। आइ के हमरा संग फाँसीपर चढ़त? जौं अपना लेल केलौं तँ की हाथ-पएर नै अछि? मनमे एकाएक समुद्रक शीतल समीरक झटका लगलै। झटका लगिते मुहसँ निकलए लगलै-

> "ओ फाँसी केहेन होइए जे हँसैत अपने हाथे गरदनिमे लगबैए। ओहिना हँसैत मुँह लोकक सोझहामे हँसैत रहैए। आ ओ फाँसी केहेन जेकरा थूक फेक लोक आँखि मूनि लइए। कियो सपूत बनि फाँसीपर चढ़ि अमर ज्योति जरबैए आ कियो करियाएल इजोतमे अन्हराएल रहैए। ऐ धरतीपर केकरो संग कियो नै जाइत अछि। सभ अपन-अपन स्वार्थक पाछाँ रहैए। मन ठमकलै। मनमे उठलै केना नै जाइत अछि। आत्माक संग आत्मा जरूर जाइत अछि। नीकक संग नीक आ अधलाक संग अधला तँ जाइते अछि।"

रातिक अंतिम पहर। एक दिस राति उसरैक बेर तँ दोसर दिस दिन चढ़ैक समए। अर्द्धचेत बलदेवक भक्क तखनि पुन: खुजलै जखनि अन्हारमे हराएल परुकी संगीक बीच अपन उपस्थिति दर्ज करबैले घुटकल। अपन-अपन आवेशी अवाजमे गामसँ आन गाम आ एकसँ अनेक किसिमक गाछपर एक जुटताक अवाज देलक-

> “यएह समए छी जे गौतमो ऋृषिकेँ चन्द्रमा धोखा देलकनि। सराप चाहे गौतम जे देलखिन मुदा एते तँ भेबे केलनि जे आत्मासँ खसि देहलोकमे उतरि गेला। चन्द्रमामे जखनि गहन लागि जेतै तखनि अन्हारमे धरतीपर केकरा के चिन्हत?”

परुकी सबहक अवाज सुनिते बलदेवक मनमे जहिना तरेगन रहितो भुरुकबा तरेगन आल-लाल ज्योति धरतीपर हँसैत आबि प्रकाशित करक परियास करैत, तहिना बलदेवक मनमे सेहो पतराएल प्रकाशक आगमन भेलै। ज्योतिक आगमन होइते उठलै, कोनो कि हमरेटा फाँसी हएत आकि अदौसँ होइते एलै आ भविसोमे होइत रहतै। मुदा हमरा जिनगीमे फाँसी चढ़ैक बाट पकड़ाएल कहिया?

बलदेव पाछू उनटि ताकए लगल। हम तँ ओही दिन फाँसीक बाट पकड़ि लेलौं जइ दिन डगर छोड़ि डगहर पकड़ि लेलौं। डगरक तँ सीमा-सरहद होइ छै, निश्चित जगहसँ निश्चित जगह पहुँचैए, मुदा डगहर तँ से नै होइत। घुरिया-फिड़िया बौअबैत रहैए। मनुखक तँ डगर होइ छै डगहर तँ पशु लेल होइ छै जे जंगलमे चरैले जाइ छै। की हमहूँ पशुए भऽ गेलौं। मुदा पशुओ तँ जीबे छी आ मनुखो जीबे छी। दुनूक बीच आत्माक बास होइ छै। मुदा आत्माक बास रहितो पशु कहाँ बूझि पबै छै जे हमरा बीच आत्माक बास अछि। मुदा मनुखकेँ तँ से नै होइ छै। मनुखे ने जीव-जन्तुओसँ प्रेम करैए आ प्रेम पबैए। सहयोगी बनि जिनगीमे सहयोगो करैए आ सहयोगक अपेक्षो रखैए। जौं से नै तँ ओ अपन रहैक बेवस्था किए ने कऽ पबैए। जेकरा रहैक बेवस्था नै हेतै तेकर जिनगीक गारन्टी की भऽ सकै छै। भलहिं बौआ-ढहना घास-पात वा अन्य भोज्य पदार्थ ताकि पेट भरि लिअए मुदा मनुख जकाँ तँ जिनगी जीबैक गारन्टी नै कऽ सकैए। मनुख तँ पातालसँ पानि आनि पीब सकैए, धरतीसँ

भोज्य-पदार्थ उपजा सकैए। फेर मन ठमकलै। सोचती बन्न भेलै! सोचनशक्ति रूकलै!

जहिना कटल वा टुटल रस्ता देखि राही ठमकि जाइत जे ओइ पार केना जाएब। मुदा कटबो आकि टुटबो तँ रंग-बिरंगक होइत अछि। एक टुटब ओहन होइत अछि जइमे पानि-थाल-कीच होइए आ दोसर ओहन होइत जे सुखले रहैए। जइमे सावधानीसँ निच्चाँ उतरि पार कएल जाइए। तहिना तँ पनियाएलो-थलाहमे होइत। केतौ अगम होइत केतौ कम होइत जैठाम कम होइत तैठाम कनी कठीने सही मुदा पार तँ कएल जा सकैए। मुदा अगममे तँ डुमबोक आ गड़बोक संभावना बनले रहै छै। फाँसी लगा, गरदनि दाबि हमर प्राण लेत मुदा फँसरीओ लगा तँ लोक मरिते अछि। एहेन-एहेन परिस्थिति पैदा कऽ दैत जे बेवस भऽ लोक अपन गरदनिमे फँसरी लगा प्राण गमबैए। कर ओ अपराधी छी आकि अपराधीक सजा पबैए! जखनि ओ अपराधी नै छी, तखनि अपराधीक सजा किए भेटलै?

वोनक बाघ सिंह किए दोसराक प्राण लऽ लऽ खून पीबैए? ओकर की दोख छै? यएह ने जे ओकरा आगू ओ अब्बल अछि। फेर मन ठमकलै। कियो इनार-पोखरिमे डूमि मरैए, कियो आगि, पानि-पाथर आ विर्ड़ोमे मरैए। तेतबे नै, कियो गाछपर सँ खसि मरैए, तँ कियो गाछपर चढ़ैत-उतरैत काल खसि मरैए। प्रकृतिक तँ अद्भुत लीला अछि। क्षण-क्षण पल-पल बाटो पकड़बैए आ धकेल-धकेल निच्चोँ करैए। ऊपर-निच्चाँक खाढ़ा बना जीवन-मृत्युक सीमा बनौनै अछि। एक तँ ओहिना आगिमे अगियाएल अछि, पानिमे पनियाएल अछि, हवामे हवियाएल अछि, तखनि केना परखि पएब? परखैले जेहेन आँखिक इजोत चाही? तेहेन, ने करियाएल वादलमे अछि जे बर्खासँ सिक्त करत आ ने डभियाएल धरतीमे अछि जे धरतीक परतकँ तेना सिर गछाड़ने अछि जे शक्तिहीन बना देने छै। सूखल माएक छातीमे दूध कहाँ अछि जे चाहिओ कऽ वेचारी दऽ सकती। अन्हारो रातिमे, जखनि हाथ-हाथ नै सुझैत, जखनि अपन देहो हरा जाइत, देहक सभ अंग निष्क्रिय भऽ जाइत, तखनो तँ किछु रहिते अछि जे हौंथोइरो-हँथोरि किछु दूर धरि लइए जाइए। मुदा हम तँ सोलहन्नी आन्हरा गेलौं। जहिना पीबैओबला पानि बसिया गेने फेका जाइत,

तहिना आइ दुनियाँसँ फेका रहल छी। अपन फेकाइत जिनगीपर नजरि पड़िते बलदेवक मन सहमि गेलै। ने आगूक बाट देखैत आ ने पाछू घुसुकि पाबए। जहिना जिनगीक ओइ मोड़पर कियो चारू दिससँ दुश्मनसँ घेरा, हारि-जीतक तारतम्य नै कऽ पबैत तहिना बलदेव सेहो घेरा गेल। हारिओ मानने दुश्मनक हाथे प्राण गमेबे करब, तखनि प्राणक मोह रखि हारिओ मानब उचित नै। तइसँ नीक जे सामना करैत सामनेमे जेतेकाल ठाढ़ रहब ओत्तेकालक जिनगीक महत तँ आरो किछु हएत।

मुदा ठाढ़ रहि के सकैए? जेकर शरीर टी.बी., केन्सर सन रोगसँ जर्जर भऽ खोखला भऽ गेल रहैए ओ ठाढ़ केना रहि सकैए। पएरमे ओ शक्ति कहाँ छै जे ठाढ़ रखतै। बलदेवक मन विचलित भऽ गेलै।

किछु क्षण पछाति मनमे उठलै, फाँसी तँ पोखरिक जाइठ सदृश जिनगीक छी। कियो अगम पानिमे डुमकुनियाँ काटि, माटि निकालि जाइठक मुरेड़ापर लगबैए तँ कियो किनछैरे-किनछैरमे पिछड़ि कऽ खसि, पिछड़ैत-पिछड़ैत अगम पानिमे डूमि, सड़ि-सड़ि सड़ैनिक गंध पसारैए। मुदा जिनगीक अंतिम छोड़पर बुझनहि की हुअए? कम-सँ-कम जौं अपनो लेल केने रहितौं तँ कनैत किए, हँसैत किए ने दुनियाँ छोड़ितौं। जिनगीक अचूक उपए कहाँ बूझि पेलौं।

सूर्योदय भऽ गेल। बलदेवक पत्नी कामिनी आ बेटा सुशील गुमसुम भेल अपन-अपन काजमे लागल मुदा मनमे विचित्र स्थिति बनल रहैक। ने सुशील माएकेँ किछु कहैत आ ने माए बेटाकेँ। दुनूक मनकेँ बलदेवक फाँसी भीतरे-भीतर खिंचैत रहनि। जइसँ मनक पीड़ा बढ़ैत रहनि। मनक पीड़ा ताधरि बढ़ैत जाधरि ओकरा निकालि दोसरकेँ नै कहल जाइए। तखने अकासमे एकटा कौआ बाजल। कौआक बोलमे कामिनीकेँ अपशगुन बूझि पड़लनि, मुदा सुशीलकेँ सगुन बूझि पड़ल। गुम्मी तोड़ैत कामिनी बजली-

"बौआ, कौआक बोल केहेन ओल सन भेल।"

ओना बलदेवक फाँसी दुनूकेँ बूझल, मुदा तैयो मनकेँ फुसलबैत बहलबैत कामिनी बजली। माएक बेथाकेँ सुशील बूझि गेल, मुदा जिनगीमे अहिना सोग-पीड़ा अबै-जाइ छै। छोटसँ-छोट पीड़ा होइ आकि पैघसँ-पैघ

होइ मुदा समैक संग तँ लोक ससरिए जाइए। जइसँ धीरे-धीरे कमैत-कमैत मेटा जाइ छै। जहिना चलैले रस्ता चाही, से तँ नीक आकि बेजए अछिए। समाज तँ ओहन समुद्र छी जइमे करोड़ो-अरबो जीव-जन्तु स्वछंद भऽ जीवन-यापन करैत रहैए, भलहिं एक-दोसराक बाटो घेरैत रहै छै, पकड़ि-पकड़ि खेबो करै छै मुदा, तैयो तँ रहबे करैए। नीक की अधला, मनुख मनुखे बीच रहैए। माएक पीड़ाकेँ सुशील भाँपि गेल। मोने-मन सोचलक जे एक तँ वेचारीकेँ जिनगी भरिक संगी छूटि रहल छन्हि तैपर जौं हमहूँ ओहने बात कहबनि तँ आरो मनमे धक्का लगतनि। चोट-पर-चोट लगने आरो अधिक वेदनाक अनुभव होइ छै। मुदा जहिना कड़ू लगने लोक पानि पीब कड़ू कम करैए तहिना जँ दर्द मेटबैक उपए करब तँ दर्द आगू नै बढ़ि या तँ ठमकल रहतनि वा कमतनि। समगम होइत सुशील माइक बातक उत्तर देलकनि-

"माए, कौआ तँ केहेन सुन्नर बाजल। कबकबाएल कहाँ?"

सुशीलक बात सुनि कामिनी बजली-

"आन दिन केहेन सुन्नर भिनसुरका बोली निकालै छेलै आइ केहेन सबसबाएल बोल निकाललक।"

माएक हृदैक वेदनाकेँ सुशील भाँपि लेलक। ओना मनुखक हृदैक थाह नै छै। एक दिस रूइयाक फाहा जकाँ बिनु हवोक उड़ैए तँ दोसर दिस जुआन पति, कमाइबला जुआन बेटाक मृत्यु, सेहो तँ सहबे करैए। बाट टुटल वा कटल होउ आकि छोटसँ नम्हर खाधि होउ, लोककेँ चलैले तँ बाट चाहबे करी। एकठाम बैसलासँ तँ जिनगी नहियेँ चलै छै। कोनो-ने-कोनो उपए तँ करै पड़ै छै। केतौ लोक कूदि कऽ खाधि पार करैए तँ केतौ बगलक माटि काटि वा छीलि कऽ ओकरा पहेटि चलैए। केतौ एहनो होइ छै जे नम्हर टूटान वा कटान रहै छै तँ ओकरा छोड़ि दोसर बाट बना लइए। माएक पीड़ाकेँ कमैत नै देखि सुशीलक मनमे उठल। एक-एक ढेपासँ सेहो बाटक खाधि भरल जाइए आ खाधिक हिसाबसँ चेकान काटि सेहो भरल जा सकैए। सुशील बाजल-

> ''माए, हमरा तँ कौआक बोलमे सकुन बूझि पड़ल। जहिना केकरो कोनो वस्तु हरेलासँ दुख होइ छै तहिना ने भेटिनिहारकँ खुशीओ होइ छै। बीचक वस्तु तँ एकेटा रहै छै। एक्के बात वा वस्तु एक लेल नीक अछि तँ दोसरा लेल अधलो भऽ जाइत अछि। जीवन रक्षक पतिओ होइत अछि आ बेटो होइत अछि। मुदा एक काज रहितो दुनूक करैक विधिमे किछु-ने-किछु अन्तर तँ भइए जाइत अछि। वएह अन्तर तँ एक-दोसराक बीच अन्तरो पैदा करैए।''

सुशीलक विचार कामिनीक विचारक सोझहा-सोझही ठाढ़ भऽ गेल। कामिनीक विचार ठमकलनि। एकाएक ठाढ़ भेने जहिना शरीरमे झोंक अबै छै तहिना कामिनीकँ एलनि। मनमे झोंक लगिते डोललनि। डोलिते नजरि एक दिस पतिपर तँ दोसर दिस पुत्रपर विभाजित हुअ लगलनि। जइ छत्रछायामे अखनि धरि रहलौं ओ तँ टूटि रहल अछि। मन निराश हुअ लगलनि, मुदा लगले आगूमे पुत्र देखि आशा जगलनि। पुत्रो तँ पतीए जकाँ प्रहरी होइत अछि। निराशाक मचकीमे आशाक आस लगलनि। हृदए सिहरलनि। सिहरिते पुत्रक प्रति प्रेम जगलनि। ओ प्रेम नै, जे प्रेम माएक आशामे पुत्रकँ होइत। बल्की ओ प्रेम जइ आशामे पुत्रक आश्रयमे माए जीबै छथि। जहिना जलसँ जलकण आ ओससँ ओसकण बनि पुन: जल वा ओसक सृजन करैए, तहिना। निराश मनमे खुशीक संचार भेलनि। संचार होइते खिलैत कली जकाँ मन खिललनि। जहिना खापड़िमे मकइ वा धानक लाबा एक्के-दुइए फूटि-फूटि रंग बदलैत तहिना मनक रंग बदलए लगलनि। केना लोक कहैए जे कोनो बीआ लेल अनुकूले वातावरण भेटलापर अँकुर होइ छै। अँकुर लेल तँ वएह वातावरण अनुकूल भऽ जाइत अछि जइ मूलक ओ बीआ आ बीआक गाछ होइत अछि। जौं से नै तँ एक दिस अगम पानिबला समुद्रमे बीआ अकुरि पनिगाछक जनम दैत अछि तँ दोसर माटि-पानि बीच सेहो दैत अछि। तेतबे किए, दोखरा बालुओ आ चखान भेल पाथरोमे तँ कोनो-ने-कोनो गाछक बीआ तँ अकुरिते अछि। जखनि दुनियाँक सभठाम शक्ति मौजूद अछि तखनि मिथिलाक भूमि किए शक्तिहीन भऽ जाएत। जे बीत भरिक पेटक रच्छा नै कऽ सकैए। जे धरती भिखारीकँ भिक्षु बना सकैए,

भोगीकेँ जोगी बना सकैए ओ जोगीकेँ किए ने भोगी आ भिक्षुकेँ भिखारी बना सकैए। एक नव शक्तिक उदय कामिनीक मनमे भऽ चुकल छेलनि। धानक लाबा जकाँ मन दू फाँक भऽ गेल छेलनि। जहिना खापड़िमे एक-फाँक, दू-फाँक, तीन-फाँक होइत लाबा खापड़िसँ उड़ए चाहैए, उड़बो करैए तहिना कामिनीक विचार उड़लनि। मुदा मुँहक बोल सूखा गेलनि। कंठक तरास बढ़ए लगलनि। मुदा पति-पुत्रक बीच चलैत धारमे अपनाकेँ पाबि कामिनीक हृदए छटपटेलनि। सुशीलक आँखिमे आँखि गाड़ैत बजली-

> ''बाउ सुशील, अहाँक पिता, अपन पतिक तँ अंतिम दिनक क्षण क्षणकि रहल हेता। चलि कऽ आइ दुनू गोटे भेँट कऽ लहुन?''

माएक बात सुनि सुशीलक मन ठमकल। केकरो मनमे फूलक वर्षा होइत अछि तँ केकरो पानि-पाथर बनल ओला बरसैए। मुदा जहिना मरबो दुनू करैए तँ जीबो तँ करिते अछि। भेँट करए चलैले माए कहै छथि मुदा की ई उचित हएत? हम सभ जेबे करब तइसँ की हुनका भेटतनि? आ हमरे सभकेँ किछु भेटत? अस्ताचल गामी सुरूजक लाभ तँ ओकरे भेटै छै जे उदीयमान अछि। जे उदीयमान नै अछि ओकरा लेल तँ जेहने दिन तेहने राति, तखनि अस्ताचलक महत्ते की? हुनका -पिता- किछु ने भेटतनि, भेटतनि वएह जे अपना लेल फाँसीपर चढ़ि रहला अछि आ परिवार लेल। जौं परिवार लेल तँ की अधले काजपर परिवार चलि सकैए आ नीक काजपर नै चलि सकैए। जौं चलि सकैए तँ ओ खुद नीक बाट छोड़ि अधला बाटपर चलि अंतिम दर्शन देखा रहला अछि। अंतिम दर्शन की? यएह ने जे धरतीपर कनैत एलौं हँसैत जाएब आकि जहिना कनैत एलौं तहिना कनैत जाएब, तँ की एहेन जिनगीकेँ सुभर जिनगी मानबै? कथमपि नै? जखने घरसँ डेग उठाएब तखनेसँ लोक कहबो करत आ थूकबो करत जे खूनियाँ-अधरमीक बहु-बेटाकेँ देखियौ? निरलज जकाँ केहेन धमौड़ दैत जा रहल अछि। माएक प्रश्नक उत्तर दैत सुशील बाजल-

> ''माए, कोन मुँह देखए आ देखबए जाएब। सोझ पड़लापर पिता यएह ने कहता जे अहीं सभले जा रहल छी? मुदा अपना सभ कथी पुछबनि?''

सुशीलक विचार कामिनीक मनमे अभिभावक रूपमे जगलनि। जहिना सएओ हाथक लत्ती बिनु सहाराक धरतीसँ नै उठि सकैए तहिना ने नारिओ अछि। डाँड़मे चोट मारि ने विधातो विधिक रचना केलनि। बेटाक सहारा देखि कामिनीक मनमे अगिला जिनगीक आस जगले रहनि। विह्वल भऽ बजली-

''बेटा, बेटा बनि जौं धरतीपर आबी तँ बेटा कहबैत चली। आब तँ तोंही ने सभ किछु भेलह। वैधव्य भेने एक अंकुश मात्र लगत। मुदा आरो जिनगी तँ संग मिलि चलबे करबह किने, तोहर जे विचार हेतह सएह ने हमरो विचार हएत। कहुना भेलह तँ तूँ पुरुष-पात भेलह? हम केतबो हएब तँ घरे भरि हएब।''

माएक बात सुनि सुशीलक मन पसीज गेल। अपन दायित्वक भान भेलै। मुदा लगले मन मुरुछि गेलै। एक दिस धरती सदृश निश्चल माए तँ दोसर दिस कुकर्मी अपराधी, धरतीक पापात्मा पिता देखए लगल। पिताक प्रति मनक उष्मा तेज भऽ गेलै। बाजल-

''माए, परिवारक बड़का बोझ उतरैक दिन...।''

सुशीलक बोल बन्न भऽ गेलै। विस्मित अवस्थामे सुशीलकेँ देखि कामिनी बजली-

''सोग नै करह। जइ दिनक जे भवितव्य छेलै ओ भेलै। जहिना जरल-मरल धरती अदराक बून पाबि सिरिफ जीविते नै सृजक सेहो बनि जाइत अछि। तों तँ सहजे पुरुख छिअ। आन के केकरा कहत आ केकर के सुनत। मुदा जहिना तोहर पिता तहिना तँ हमरो पति छथि। तँए अन्तिम घड़ीमे श्रद्धापूर्वक स्मरण कऽ बिसरि जाह। चलह अँगनेक ओसारपर बैस चाहो बना पीब आ गपो-सप्प करब। दुनियाँ किछु कहअ मुदा तोहर मुँह देखि एहेन खुशी भऽ रहल अछि जे जिनगीमे कहियो नै भेल छल।''

माएक बात सुनि सुशीलक मन ओहिना औगता उठल। बाजल-

“असगरे लोक जनम लइए आ अपने आशा सभकेँ करबाक चाही।”

बेटाक आस भरल बात सुनि कामिनीक हृदए पसीज गेलनि। बजली-

“बौआ, आब तूँ बौआ नै बेटा भेलह। बापक काज कऽ देखि परखि दुनियाँक संग चलैक एक सिपाही भेलह। परिवार-समाज कर्मभूमि भेलह। ने अनका पढ़ने आनकेँ ज्ञान होइत आ ने अनकर ज्ञान अनका लेल सबतरि उचिते होएत। तँए अपन समए, परिस्थितिकेँ अँकैत परिवारकेँ आगू मुहेँ ससारैक तँ भार माथपर आबिए गेल छह। केहेन मनुख बनि धरतीक धारण केलौं, यएह ने जिनगीक परीछा छी।”

माए-बेटाक बीच जिनगी परिवारक गप-सप्पक बीच कामिनीक मन कखनो पतिसँ हटिओ जाइत मुदा लगले पुन: आबि मनकेँ पकड़ि लैत। जखनि मनसँ हटैत तखनि अपनो हाथ-पएर निहारि-निहारि देखथि आ सुशीलोकेँ निहारि-निहारि देखथि। मनमे उठलनि पाँखि तँ टिकुलीओकेँ होइ छै, अकासमे उड़बो करैए मुदा तँए ओ चिड़ै तँ नै कहाइत। चिड़ै लेल तँ पाँखिमे दम चाही। से कहाँ टिकुलीमे होइ छै। कनीओं किछु होइ छै आकि पाँखि टूटि जाइ छै। जइसँ अकासमे उड़बे बन्न भऽ जाइ छै। तहिना तँ अखनि अपनो परिवार भऽ गेल अछि। हम उमरदार छी तँ घरसँ बाहर किछु करबे ने केलौं आ सुशील तँ सहजे कोनो भार बुझबे ने केलक। नै बहराइक कारणो भेल जे अपनाकेँ घरेक सीमामे रखलौं। जे उचितो भेल आ अनुचितो भेल। अर्द्धांगिनी होइक नाते जिनगीक सभ वृत्तिसँ परिचित हेबाक चाहै छल से नै भेल। जौं से भेल रहैत तँ जरूर नीक-अधला वृत्तिक विचार करितौं। मुदा, अपसोचो केने तँ नहियेँ किछु हएत। बजली-

“बेटा, जौं ऐ धरतीपर बेटा बनि आबी तँ किछु कऽ देखाबी। जौं से नै तँ बेटाक महौते की?”

माएक बात सुनि सुशीलक मन नव कलशल टुस्सा जकाँ नव रूपमे पोनगल। माएक आँखिमे आँखि गाड़ि बाजल-

> “माए, दुनियाँमे सभ अपन-अपन भाग-तकदीर लऽ जिनगी बनबैए। जेहेन जेकर जिनगी जीबैक बाट रहै छै तेहेन से भार उठा चलैए।”

सुशीलक बात सुनि कामिनी विह्वल होइत कहलखिन-

> “बेटा, जहिना एक बेटा बनल-बनाएल परिवार-खनदानकेँ नाश कऽ दैत अछि तहिना एक बेटा बनल-बनाएल परिवारकेँ उठा ठाढ़ो कऽ दैत अछि।”

जहिना कल्पवृक्षक निच्चाँ बैसिनिहार बौड़ाइत रहैए तहिना फाँसीपर चढ़ैत बलदेवक परिवारक मन बौड़ा रहल अछि। असमसान जाइकाल मुर्दाक पाछू कठियारीबला कहैत चलैत-

> ‘राम-नाम सत् है, सबको यही गत है।’,

मुदा घुमतीओ काल जखनि कि मुर्दा नै रहैत, वएह कहैत-

> ‘राम नाम सत् है, सबको यही गत है।’

भलहिं मृत्युक आँगन आबि लोह-पाथर, आगि छूबि बिसरि जाइत वा छोड़ि दैत। जैठाम बच्चासँ सियान धरि मंत्र जपैत तैठाम एहेन जिनगीक दशा किएक? जहिना रस्ता चलैत बताह कखनो रस्तासँ हटि तँ कखनो सटि ललकारो भरैत आ कखनो असथिर भऽ बौको बनि जाइत तहिना माए-बेटाक अर्थात् सुशील-कामिनीक मन पिता-पतिक फाँसीक किछु समए पूर्ब पुरबा-पछबा जकाँ रस्सा-कस्सी करैत रहनि।

कामिनी पुन: बजली-

> “बेटा, तीन गोरेक परिवारमे एकक अंत भऽ रहल अछि तैयो तँ दू गोरे बँचलौं। तोहर बिआह होइते फेर तीन गोरे भइए जाएब।”

माएक बात सुनि सुशील बाजल-

"अहिना परिवार कम-बेसी होइत एलैए आ होइत चलतै। तइले केते माथ धूनब। तखनि तँ एकटा बात बुझए पड़त जे आन के केकर परिवारक भार उठबैए, अपन परिवारक भार तँ अपने उठबए पड़त।"

कामिनी कहलखिन-

"हँ, ई तँ बेस बजलह।"

सुशील बाजल-

"दुखे की सुखे परिवारक बोझ तँ परिवारेक लोककेँ उठबए पड़तै।"

सुशीलक बात सुनि कामिनीक मन सहमि गेलनि। बेटा सहजे अनाड़ीए अछि, अपने कहियो भारे ने बुझलौं। तखनि...? बकार बन्न भऽ गेलनि। जहिना भुमकमक समए धरतीक सभ किछु डोलए लगैत तहिना कामिनीक भीतर-बाहर डोलए लगलनि। धारक बोहैत पानिमे जहिना पएर असथिरो कऽ टपैमे थरथड़ाइत तहिना कामिनीकेँ हुअ लगलनि। सुशीलोक मन विचलित होइत मुदा मनकेँ थीर करैत बाजल-

"माए, प्रश्न तँ छुटिए गेल अछि। उत्तर कहाँ देलँह।"

सुशीलक प्रश्न मन पाड़ि कामिनी बजली-

"अर्द्धांगिनी बनि जइ पुरुखक संग पकड़लौं हुनका चीन्हि नै सकलियनि। आइ बुझै छी जे पुरुखक भीतरो पुरुख होइ छै आ नारीक भीतर सेहो नारी होइ छै। जौं से बुझने रहितौं तँ एतेक दूरी नै बनि पबैत। ओना परिवारक भीतर अपन भार निमाहैमे कहियो कोताही नै केलौं मुदा...। आब उपऐ की अछि?"

बजैत-बजैत कामिनी ठमकि गेली। जहिना नदी-नालाक पानिक बेग आगूमे बान्ह पाबि रूकि जाइत तहिना कामिनीकेँ भेलनि। सहत बेधल माछ जकाँ छटपटाए लगली। छटपटाइत मनमे आबए लगलनि, एक दिस तत्ववेत्ता तात्विक चिन्तन-विवेचनमे लगल रहैए तँ दोसर दिस बेकती-बेकतीक बीच सेहो होड़ लगल अछि। सभ सभसँ आगू बढ़ए चाहैए।

जइसँ संगे चलब छूटि जाइत अछि। समाज विखण्डित भऽ जाइत अछि। श्रमिक अश्रमिकक बीच दिसा-दिसान्तरक अंतर बनि जाइत अछि।

दुनू माए-बेटा गुमसुम भेल एक-दोसराक मुँह बड़ीकाल धरि देखैत रहल। गुम्मी तोड़ि सुशील बाजल-

"माए, तोहर की इच्छा छउ?"

बेटाक बात सुनि कामिनीक मन शान्त भऽ गेलनि। पतिक फाँसी मनसँ हटि गेलनि। मन पाड़ि बाजए लगली-

"बेटा, बहुत दुनियाँ देखलौं। नाना-नानी, दादा-दादी, बाप-माए, मामा-मामी, केते कहबह। पाछू उनटि तकै छी तँ सभ किछु देखै छी मुदा आगू तकै छी तँ तोरा छोड़ि किछु ने देखै छी। जहिना नम्हर गाछ खसि रस्ता रोकि दइए तहिना आगू बूझि पड़ैए।"

माएक बात सुनि सुशील बाजल-

"माए, तोहर जे इच्छा छोउ, ओकरा जहाँधरि भऽ सकत पूरबैक कोशिश करब। जे धरती छोड़ि चलि गेल, ओ तँ सहजे चलि गेल। ओकरा संग किछु थोड़बे जेतइ। मुदा जे अछि ओकर तँ आशा अछिए।"

आशा भरल सुशीलक विचारमे आस लगबैत माए बजली-

"दुनियाँक खेल छिऐ जे एक-पर-सए ठाढ़ अछि आ कखनो सए सए दिस छिड़ियाएल रहैए। तँए सभ किछु बिसरि जाह। बितलाहा काल्हि मन राखह आ अगिला काल्हि लेल हाथ-पएर उठाबह।"

नअ बजिते जहलक भीतर ओहने चलमली आबि गेल जेहने नम्हर बर्खा भेलापर वा भुमकम भेलापर होइत अछि। किछु गोटे -सिपाही- नहाइ-खाइले गेला। तँ किछु गोटे दस बजे जहलसँ निकलैक कागत-पत्तर सरियबैमे लगि गेला। ओना अनदिनासँ ऑफिसोक रंग बदलल।

जेना घंटा-घंटा भरि ऑफिसरक अभावमे गेटपर ठाढ़ भऽ प्रतिक्षा करए पड़ैत रहैत तेना नै। ऑफिस समैएपर खुजि गेल। केना नै खुजैत, आइ बलदेवकेँ जहलक सजाए जे समाप्त भऽ रहल अछि। फाँसी तँ जिनगीक छी। सिरिफ दूटा सिपाही बलदेवकेँ सेलसँ निकालि अग्नेयक गाछक निच्चाँमे सब्जीएपर बैस गप-सप्प करए लगल। तहूमे एक गोटे चीलमक भाँजमे लगि गेल आ दोसर बलदेवसँ गप-सप्प करए लगल। मुदा तीनू गोटे माने दुनू सिपाही आ बलदेवक मन तीन दिस बौआइत ढहनाइत। चीलमक भाँज-भूँज केनिहार -पहिल सिपाही- तमाकुलबलापर बिगड़ि गरियबैत जे साला सभ पानि छीटि अधलो पत्ताकेँ तेहेन डगडगी आनि दइए जे लेनिहारकेँ बूझि पड़ैत जे टिपगर अछि। मुदा स्नो-पोडर लगौलहा मुँह तँ ओतबे काल ने चमकैत जेतेकाल ओकरा चमकैक शक्ति छै, मुदा तँए कि सभ मुँह ओहने होइए जे लगले चमकत लगले दबि जाएत, बिलिन भऽ जाएत। तमाकुलक तामस सिपाहीकेँ आगू बढ़ा सरकार दिस लऽ गेल। सरकारपर नजरि पड़िते हँसी लगलै। बड़बड़ाए लगल-

> “अजीब मदारी-नाच सरकारो करैए। एक दिस तमाकुल खेती करैक लाइसेंस, गुटका बनबैक लाइसेंस दइए आ दोसर दिस कैंसर रोगक कारण कहि मनाही करैए। मुदा लगले मन घूमि कऽ अपनापर चलि एलै। तीस बर्खक नोकरीक कमाइ अही-गाँजा-भाँगमे चलि गेल। जखनि रिटायर करब, आ अदहा दरमाहा भेटत तखनि की करब। एक तँ देहमे किछु ने रहल जे दोसरो काज करब, खेनाइ-पिनाइक अभाव सेहो हेबे करत। तैपर बुढ़ाड़ीओ तँ बिमारीक जड़िए छी, कहियो दाँत टुटत तँ कहियो आँखिक इजोत कमत। कहियो कानक बहिर हएब तँ कहियो बातरस ठेहुनमे पकड़त। मुदा अपना विषयमे अपने सोचलौं कहिया जे बूझब। सिपाही दोसर जे बलदेवक आगूमे बैसल रहए, ओकर मन भिन्ने बौआइत। जहिना शराबीकेँ शराबक बोतल आगूमे अबिते शराबक खुमारि आबि-आबि नाचए लगैत तहिना ने मृत्यु वा फाँसीसँ पूर्वक क्षण होइत। फाँसीसँ पूर्ब धरि ने बलदेव अपराधी छी आ हम ओकर पहरूदार सिपाही? मुदा किछु काल पछाति अर्थात् बारह बजे पछाति के केतए रहब

तेकर कोन ठेकान अछि। से नै तँ अखनि ने हम सिपाही आ ने बलदेव अपराधी। की केने बलदेव एत्ते पैघ अपराधी भेल आ हम ओकर सिपाही छी। बलदेवक मन बीरान होइत ऐ दुनियाँकेँ देखैत जे जहिना फलसँ लुबधल आमक गाछ बिहाड़िक झोंकमे खसि पानि फेरि दैत तहिना ने अपनो आ परिवारोकेँ भऽ रहल अछि। मुदा आब तँ ने सोचै-विचारैक समए रहल आ ने ओकरा पुरबैक।''

तीनू गोटे अपने-आपमे मस्त। मुदा जहिना तीर्थस्थानमे अनठिया यात्री एक-दोसर लग बैस अबैक कारणो पुछैत आ रस्ताक भीड़-कुभीड़ सेहो पुछैत तहिना दोसर सिपाही चुप्पी तोड़ैत बलदेवकेँ पुछलक-

''भाय, आइ तँ फाँसीएपर चढ़ि जिनगीक अन्त करबह। मुदा एकटा बात कहअ जे केना-केना करैत एहेन सजाएक भागी भेलह?''

सिपाहीक प्रश्न सुनि बलदेव मर्माहत भऽ जिनगीक समुद्रमे डूमि गेल। जहिना पोखरिमे पानिक ऊपरक आवाज तँ पानिक भीतरोमे पहुँचैत मुदा पानिक भीतरक आवाज ऊपर नै अबैत तहिना बलदेवकेँ भेलै। बकार बन्न रहै मुदा कलपैत मन किछु बजैत जरूर रहै। जिनगीक समुद्रमे डुमैत बलदेवकेँ, जहिना छठियारीक दूध बच्चाकेँ मन पड़ि जाइ छै तहिना जिनगीक ओइ धरतीपर पहुँच गेल जेतए अवोधे नै छेहा अवोध रहैए। मन पड़लै ओ दिन जइ दिन दोसर बच्चाक खेलौना छीनि नुका धेलौं आ माएओ झूठ बाजि लाथ कऽ लेलकै। मन पड़िते भोरका सुरूज जकाँ, लालीसँ दप-दपी चेहरामे आबए लगलै। मुसिकियाइत बलदेव बाजल-

''सिपाही भाय, बच्चाक ओ दिन मनसँ निकलैले छटपटाइए तँए पहिने वएह कहै छी।''

बलदेवक बात सुनि सिपाहीक मन सेहो अपन बालपन आ परिवारक बच्चापर पड़लै। सड़क नपैत दूरबीन जकाँ केतौ-सँ-केतौ दुनू गोटे नापए लगल। सगतरि बच्चे-बच्चा देखि पड़ैत। आगूओ बच्चा पाछूओ बच्चा

तैबीच अपनो दुनू बच्चा। बच्चाक वनमे दुनू गोटे हरा गेल। हराइते दुनू गोटे सहटि कऽ आरो लग आबि गपकेँ आगू बढ़ौलक।

जहिना दुखक निवारण बोल आ नोर दुनूसँ होइत तहिना बलदेव अपन दुखनामा बजैत बाजल-

''भैयारी, बच्चामे हम दोसर बच्चाक खेलौना छीनि कऽ चोरा रखलौं। कनैत ओ बच्चा आँगन जा माएकेँ कहलक। बच्चाक संगे माए आबि पुछलक। नठि गेलौं। मुदा रखैले माएकेँ दऽ देने रहिऐ। माएओ नठि गेल। तेसर दिन वएह खेलौना लेने ओकरे आँगन खेलाइले गेलौं। दुनू माए-बेटा चिन्ह गेल। कहलक तँ किछु नै मुदा चोरबा नाओं रखि देलक।''

बलदेवक बात सुनि ठहाका मारि सिपाही अपन संगी, दोसर सिपाही दिस इशारा करैत बाजल-

''भैयारी, संगी तँ गाँजा पीब मस्त छथि। बँचलौं दुइए गोटे, जेकरा सबहक राज-पाट छिऐ से सभ अपन सम्हारह। तइसँ हमरा की। अच्छा तेकर पछाति की भेल?''

सिपाहीक बात सुनि बलदेव गुम्म भऽ गेल। कनीकाल गुम रहि बाजल-

''ओइ दिनक नीक आइ अधला बूझि पड़ैए।''

बलदेवक उत्तर सुनि चौंकैत सिपाही बाजल-

''से केना, से केना भैयारी?''

विस्मित होइत बलदेव बाजल-

''भैयारी, बात ओतबेपर नै अँटकल। आगू बढ़ि गेल।''

''की आगू बढ़ि गेल?''

''पानि भरैले माएओ इनारपर गेल आ ओहो दुनू माइपूत आएल। आरो गोटे सभ रहए। तैबीच ओ माएकेँ कहलक, अहींक बेटा हमरा बेटाक खेलौना चोरा लेलक। एतबे बजैत मातर, अँएले-

वँएले, पछियामे पजड़ल पसाही जकाँ लगि गेलै। दुनूक बीच कहा-कही शुरू भेल। कहा-कहीसँ गारा-गारी हुअ लगल। जहिना सात पुरुखाकेँ हमर माए उकटए लगलै तहिना ओहो उकटए लगल। तैबीच एक्के-दुइए आनो-आन कहा-कहीमे शामील हुअ लगल। हल्ला सुनि लोको सभ आबए लगलै। जे अबै से कोनो दिस सन्हिया जाए। दू पाटीमे बँटि खूब गारि-गरौबलि चलए लगलै।''

बलदेवक बात समाप्तो नै केने छल आकि बिच्चेमे दोसर सिपाही टोनि देलक-

''ई तँ नाहँकमे एत्ते बात बढ़ल?''

''से की ओतबेपर अँटकल। आरो बेसीआ गेल। दुनू दिसक गबाही कमलेसरीए माता हुअ लगलखिन। कारण जे सभ तँ कानो ने कोनो दिसक पाटी बनि झगड़ा, गारि-गरौबलिमे शामील रहए।''

जहिना फुलाएल पानकेँ मुँह बन्न कऽ आनन्द लेल जाइत अछि तहिना आनन्द लैत सिपाही पुछलकै-

''स्त्रीगणेक बीच झगड़ा भऽ कऽ रहि गेल। आकि आगू बढ़ल?''

सिपाहीक प्रश्न सुनि बलदेव बाजल-

''मरद स्त्रीगणमे कोनो भेद अछि। ने मरद मरद जकाँ रहैए आ ने स्त्रीगण स्त्रीगण जकाँ। मरदो मौगयाही चालि पकड़ि मौगी बनि गेल अछि आ मौगीओ मरदनमा चलि पकड़ि मरद बनि गेल अछि। स्त्रीगणक गारि-गरौबलि पुरुखक मुँहमे चलि आएल। जहिना एक चम्मच दही तौला भरि दूधकेँ दही बना दइए, जइसँ एक तौलाकेँ के कहए जे केतेको तौला दूध दही बनि जाइए तहिना स्त्रीगणक मुँहक गारि पुरुखमे चलि आएल।''

बिच्चेमे सिपाही बाजल-

“होत-सँ-होतान भऽ गेल।”

बलदेव आगू बाजल-

“अँए! एतबे भेल, स्त्रीगण ने भोरसँ साँझ धरि गारिएक माला जपि सकैए मुदा पुरुखमे तँ से नै होइए। एकसँ दू गारि मुहसँ निकालिते हाथ उठए लगै छै। जखने हाथ उठल आकि दोसरपर खसल। सएह भेल।”

रस चुसैत सिपाही पुछलक-

“तखनि तँ मारि भऽ गेल हएत?”

सिपाहीक जिज्ञासु प्रश्न बलदेवकेँ उत्साहित करए लगल। उत्साहित होइत बलदेव बाजल-

“मारिए भेल की गधकिच्चनि मारि भेल। मुदा दुनू दिस एक रंग नै भेल। हमर दियादी नम्हर, तहूमे तेहेन छड़े-छाँट समांग सभ अछि जे देखबोमे राक्षसे जकाँ लगबो करैए। ओकर दियादी छोट माने कम संख्याक अछि तँए वएह सभ बेसी मारि खेलक।”

सामंजस करैत सिपाही बाजल-

“एतए तँ दुइए गोरे छी, तेसर हमर संगी -पहिल सिपाही- अछि, ओ तँ भकुआएले अछि। निच्चाँ धरती ऊपर अकास अछि। तँए दुइए गोरेक बीच पनचैती करू जे नीक भेल कि अधला?”

सिपाहीक बात सुनि बलदेव आगू बढ़ैत बाजल-

“पनचैती पछाति करब। अखने अगुता गेलौं भैयारी! अखनि तँ पेनिओ नै छनाएल अछि।”

बलदेवक बात सुनि सिपाही घड़ी देखलक। साढ़े नओए बाजल। एक तँ ओहिना प्रतीक्षाक समए गड़ूगर होइ छै तैपर जहलक बीचक प्रतिक्षा! समए पाबि सिपाही बाजल-

“आरो बात अछि भैयारी?”

आरो सुनि जहिना आदि-इत्यादि नेनमुँह बच्चाकेँ हरा दैत अछि तहिना बलदेव हरा गेल। बाजल-

> “आरो की कनीए अछि जे धक दऽ नजरि चलि जाएत। मारे-अमार लगल अछि। तैबीचमे सँ बीछए पड़त किने। नै तँ ओही नेनमुँह बच्चा जकाँ जिनगी भरि आदि-इत्यादि करैत रहब, मुदा ओकरा बीछि नै पएब।”

बलदेवक थीर विचार सुनि सिपाही अपनाकेँ थीर करैत बाजल-

> “अच्छा होउ। अखनि दू घंटासँ बेसीए समए अछि।”

दू घंटासँ बेसी समए सुनि बलदेव बाजल-

> “दू घंटामे तँ विद्यार्थी परीक्षा पास कऽ लइए। तइसँ बेसी समए लगने बोर्ड-युनिवरसिटीसँ डिग्री लऽ अबैए। अखनि बहुत समए अछि।”

समए पाबि सपाही जेबीसँ सलाइ-सिगरेट निकालि एकटा अपनो आँगुरसँ दबलक आ दोसर बलदेवोकेँ देलक। सलाइ खरड़ि सिगरेट सुनगा दुनू पीबए लगल। दुनू मुँहक घुआँ मुहसँ निकलिते तेना मिलैत जाए जे फुटा कऽ देखब असंभव भऽ गेल। मुँहक सिगरेट सठिते बलदेव बाजल-

> “भैयारी, किछु घंटाक मेहमान छी, अहाँ केतए रहब हम केतए रहब तेकर कोन ठेकान। मुदा मनमे जे अछि ओ केकरा कहि सकबै। तँए जाबे एकठीम छी ताबे सुनू। जेतए धरि भऽ सकत ओते तँ मन हल्लुक रहत।”

बलदेवक बात सुनि सिपाही बाजल-

> “जखनि सुनै लगलौं तँ सुनाउ, जेते सुनाएब सभ सुनि लेब। तहूमे बाल-बोधक गप छी, हम सभ नै सुनब तँ के सुनतै। आखिर गारजनो तँ छियन्हिहेँ।”

मुस्कीआइत बलदेव बाजए लगल-

“ठीकसँ मन नइए। मुदा वएह सात-आठ बर्खक रही।”

बिच्चेमे सिपाही टोकलक-

“ने सात ने आठ, साढ़े सात भेल। तइले एत्ते ततमताइ किए छी।”

बलदेव आगू बाजए लगल-

“एते नीक नहाँति मन अछि जे अनका बाड़ीसँ नेबो, दाड़ीम, लताम चोरा-चोरा खूब आनी। पड़ोसीएक नेबो बाड़ी हमरा भाँगक चहटि लगौलक।”

जिज्ञासा करैत सिपाही-

“से केना, से केना?”

“बाड़ी-झाड़ी लगबैमे एकटा पड़ोसीआ बड़ माहिर। भरि दिन ओही पाछू बेहाल। मुदा गुणो रहनि, ने केकरो बाड़ी-झाड़ी जाइसँ रोकथिन आ ने सोझहामे छुच्छे हाथे केकरो घुमऽ देथिन। हुनके बाड़ीसँ सभ दिन दूटा नेबो तोड़ि ली, आ चौकपर बेचि, भाँगो आ पानो खा ली। गुजर करै जोकर खेत-पथार तँ नहियेँ रहए मुदा तैयो सात-आठ मास खेतक उबजासँ गुजर चलि जाए। कट्ठा दसे-बारहेक करीब बँटाइओ खेत बाबू करैत रहथि। तइ सभ मिला साल-माल लगि जाइ छल। ओना साँझू पहर कऽ जे अन्ट-सन्ट काजो करी आ बजबो करी तइसँ बाबू बूझि गेल रहथि जे छौड़ा बहबारि भेल जाइए। संगति खराब भऽ गेल छै।”

सिपाही-

“बाबू किछु कहथि नै?”

बलदेव-

“कहितथि की माइयक ने दुलारू बेटा रही। जौं कहियो किछु बजौ चाहथि तँ तेना कऽ माए झपटि लन्हि जे मुहेँ बन्न भऽ

जानि। ओना भैयारीमे असगरे रही तहूसँ कहियो तेना भऽ नै कहए चाहथि।''

सिपाही-

''तब की भेल?''

बलदेव-

''एक दिन कनी पहिने पिसुआ भाँगक गोली खा लेलौं तैपरसँ पान सौ नम्मर जरदा देल पान कनी पुष्टसँ चढ़ा देलिऐ। घरपर अबैत-अबैत खूब निशाँ लगि गेल। बाबू दरबज्जेपर रहथि। कहलनि जे एकटा बात पुछियौ, कहलियनि जे एकटा किए एक हजार पूछू। हमहूँ हाथीएपर सवार रही।''

हाथीपर सवार सुनि सिपाहीकेँ हँसी लगि गेल। हँसीकेँ सम्हारि बाजल-

''आ जे हाथीपर सँ खसि पड़ितौं तखनि की होइतए?''

मुस्कीआइत बलदेव बाजल-

''हद करै छी भैयारी। से जौं बुझैत रहितीऐ तँ अहिना करितौं। यएह ने नै बुझलिऐ जे केना लोक उट्ठी-बैसी खेल खेलाइए। केना खसलाहा अपनाकेँ चढ़ल बुझैए।''

सिपाही- ''बाबू की पुछलनि?''

''पुछलनि जे अन्न-पानि तँ जेना-तेना बँटाइओ-खोटाइ कऽ साल-माल लगिए जाइए मुदा दूध-दहीक नसीब नै होइए। दूध-दहीक नाओं सुनि अपनो मन चमकल। कहलियनि से की कहै छहक। कहलनि, एकटा महिंस पोसियाँ लऽ लइतौं। आब तोहूँ चरबै-बझबै जोकर भइए गेलह।''

बिच्चेमे सिपाही टोनलक-

''बड़ सुन्नर बात कहलनि।''

बलदेव-

''हँ-हँ। से तँ अपनो नीक लागल। मनमे उठल जे जहिना खेतक उबजाक अगो, तीमन-तरकारीक पहिल फड़क हकदार आने होइत तहिना गाए-महिंसबला परिवारमे डारहीक हकदार तँ धिए-पुते ने होएत। एक तँ डारहीसँ छालही धरि, दोसर दूधसँ दही धरिक ओरियान हएत। तैपर सवारी बना महिंसपर चढ़ि सौंसे गामो घूमब। बिनु किछु केनौं काजक मोजर सेहो हेबे करत। आ कनी-मनी संगतिओ मुहेँ सुनि ईहो बुझैत रहिऐ जे गजेरी-भँगेरीक पथ्य दूधे-दही छी। जौं से नै खाएत तँ उनटे गाँजा-भाँग खा जेतइ। जानिए कऽ तँ भाँग खाइते छी। अहीमे रमल रहै छी। जे काजुल अछि ओ ने काजमे रमैए तहिना जे चिन्तक अछि ओ चिन्तनमे। मुदा हम तँ तइ सभमे नै छी। जिनगी जौं रमता जोगी बहता पानी नै बनल तँ जिनगी सराठीए ने भऽ जाइए।''

चौंकैत सिपाही बाजल-

''सराठी जिनगी केकरा कहै छिऐ?''

सिपाहीक बात सुनि बलदेवकेँ हँसी लागल। जहिना एको दाना नून आकि चिन्नी अपन सुआद जना दइए। तहिना बलदेवकेँ अपन ज्ञानक सुआद लगलै। मुस्की दैत बाजल-

''जहिना धारक पानि ताधरि चलता रहैए जाधरि संगे-संग चलैत रहैए। मुदा जखने कोनो खत्ता-खुत्तीमे फँसि जाइए आ बहाउ रूकि जाइ छै तखनि माटिक संग सड़ए लगैए। सड़ैत-सड़ैत एत्ते सड़ि जाइए जे नहाइ-पीबैक कोन गप जे अपन सड़निसँ ओहन-ओहन बेमरियाह किड़ी सभकेँ जनमबए लगैए जे हाथिओ सन-सन जानवर ओइमे फँसि जान गमबैए। महिंस चरबै जोकर भइए गेल रही। किएक तँ देखिऐ जे हमरोसँ छोट-छोट छौड़ा सभ चरबैए। कहलियनि नीक काजमे एक्को दिन देरी नै करबाक चाही बाबू। जे देरी करैए वएह पछताइए। बाबूओकेँ गप नीक लगलनि। एकटा पोसियाँ महिंस लऽ अनलनि।''

महिंसक नाओं सुनि सिपाही बाह-बाही भरैत बाजल-

“जखने कमाइ-खटाइ लोक करए लगैए तखनेसँ अपन धरतीक भार उतारए लगैए।”

सिपाहीक बात बलदेवकँ नीक लगलै। जहिना एके अन्न पेट भरैक संग-संग मनमे आनन्दो दइ छै तहिना बलदेवोक मनमे भेलै। गदगदाइत बाजल-

“असलाहा बात तँ कहबे ने केलौं।” कहि चुप भऽ किछु मन पाड़ए लगल।

जहिना खिस्सकरक संग हूँहकारी भरने ओकर उत्साह उठैत रहै छै तहिना बलदेवो उत्साहित भेल। राज-काजसँ हूसल रागी-भोगी जकाँ दोहरबैत बलदेव बाजल-

“ओह, सुखक दिन चलि गेल। आब थोड़े देखब आकि भोगब। ओ हो हो।”

दुनूक मनसँ बारह बजेक फाँसी हराएल। एक फाँसी ओहनो होइत जइमे संकल्प रूपी कल्याणी माएक कोरामे बैस हँसैत-चढ़ैत दोसर एहनो होइत जे खण्ड-खण्ड टुटल-छिड़ियाएल मन शरीरकँ छौड़ैत। हूँहकारी भरैत सिपाही बाजल-

“से की। से की?”

चानि ठोकैत बलदेव बाजल-

“महिंससँ दूध-दही हेबे करए। पाँच गोटे एहेन छड़े-छाँट महिंसवार रही जे महिंस चरा साँझू पहर घुमती काल लोकक खेतक जजातो चरा लिऐ आ धानक महिनामे धानो नोचि लिऐ आ नारो बान्हि महिंसपर लादि लऽ आनिऐ। तेते अन्न घरमे ढेरिया जाए जे खाइक दुखे हरा गेल रहए।”

सिपाही-

“सभ दिन महिंसे चरबैत रहलिऐ?”

आँखि-भौं चमकबैत बलदेव बाजल-

“हद करै छी अहूँ भैयारी। बुधि-बलक संग जिनगीओ ने घटै-बढ़ै छै। ठीकसँ तँ नै मन अछि। मुदा एते मन अछि जे दुरागमन भऽ गेल रहए। बाबूओ मरि गेल रहथि। जहिना खेत-पथार बेचि लोक नोकरी करए जाइए तहिना महिंस बेचि लेलौं। मुदा पाँचो महिंसवारक सम्बन्ध आरो बढ़ि गेल। खेनाइ-पिनाइ कथा-कुटुमैतीक संग पनचैती सभ करए लगलौं। गामेमे बहरबैया मालिकक जमीनो आ कचहरीओ रहए। कचहरीक बराहिलसँ दोस्ती सेहो भऽ गेल। संजोगो नीक रहल, बराहिलगिरीक नोकरी भऽ गेल। सए बीघा जमीनक मालिक भऽ गेलौं।”

मालिकक नाओं सुनि सिपाही बाजल-

“तखनि तँ मानो-दान हुअ लगल हएत?”

मानदान सुनि कठ-मुस्की दैत बलदेव अपशोच करैत बाजल-

“सोझहामे जहिना मान-दान बढ़ल परोछमे तहिना गारिओ बढ़ि गेल।”

“से किए?” सिपाही पूछि देलकै।

किछु मन पाड़ैत बलदेव बालज-

“करबो तहिना करिऐ। जेना गमैया नेता सभकेँ देखबै जे ऊपरका नेताक आगूमे जे किछु बाजत आ करत, लोकक बीच उनटि कऽ मुहोँ आ चालिओ बदलि लेत। तहिना करए लगलौं। मालिकक -जमीनदार- आदमीक बीच किछु आ लोकक बीच किछु करए लगलौं।”

उनटैत-पुनटैत पाशा देखि सिपाही बाजल-

“से की?”

बलदेव-

“गामक लोककेँ कोनो मोजर दिऐ। अनेरे केकरो गरिया देलौं, बलजोरी कोनो चीज लऽ लेलौं। तहिना स्त्रीगणो सभकेँ, केकरो किछु कहि दिऐ, केकरो किछु।”

“कियो जवाब नै दिअए?”

“जवाब की दइत, जहिना पर्डू खुट्टा देखि चुकड़ै छै तहिना ने रहए। एक दिस मालिकक धाक दोसर अपन बलउमकी।”

बिच्चेमे सिपाही बाजल-

“की अपन उल-उमकी?”

“जहिना शरीरेक मुख्य अंग आँखिओ छी आ कानो छी। मुदा दुनूमे केते अन्तर छै से देखै छिऐ। कान वेचारा एहेन सज्जन अछि जे नीकसँ नीक आ अधलासँ अधला सुनि किछु नै करैत, मुदा आँखि केहेन लुच्चा अछि जे देखिते छिऐ, कखनो ललिया कऽ अगिया जाइत तँ कखनो कनखिया जाइत तँ कखनो गैंचिया जाइए। तहिना अपनो अलेल खेने-पीने सदिकाल रमकी चढ़ले रहै छेलए।”

सिपाहीक मनमे तरंग उठलै। तरंगि कऽ बाजल-

“गामक पढ़ल-लिखल लोक ऐ बातकेँ नै बुझै?”

सिपाहीक प्रश्न सुनि बलदेव गुलाबी हँसी हँसि बाजल-

“जहिना कृष्ण एक दिस भदवरिया बूझल जाइ छथि तँ दोसर परब्रह्म सेहो छथि। मुदा छथिन तँ सभ लेल। तँए जे जेहेन तेकरा लेल तेहेन। तहिना वीणावादिनी सेहो ने छथि। जेहेन कर्म तेहेन वोध। तही बीचमे ने समाजक पढ़लो-लिखल लोक छथि। जखनि जेहेन तखनि तेहेन।”

“से केना?”

सिपाहीक प्रश्न सुनि अपनाकेँ सम्हारि बलदेव बाजल-

''जहिना काजोमे लोक एहेन रमान रमि जाइए जे खेनाइ-पिनाइसँ लऽ कऽ अपन जिनगीक किरिया-कलापक संग घरो-परिवार बिसरि जाइए तहिना दोसर दिस बेरागी सेहो ने ब्रह्ममे लीन भऽ सभ किछु बिसरि जाइए। रमता जोगी तँ दुनू बनि जाइए। मुदा की दुनू एक्के भेल?''

बलदेवक बात सिपाही नै बूझि सकल। बाजल-

''कनी फरिया कऽ कहियौ।''

जहिना कारखानाक बनल कपड़ाक थानसँ दरजी काटि-काटि रंग-रंगक वस्त्र बनबैत तहिना बलदेव बनबैत बाजल-

''देखियौ, सप्ताह मास आ सालेक लिअ। आइ तारीख एक महिना एक छी। ई दू सालक बीचक सीमानपर अछि। एकक अंत दोसराक आरम्भ छी। बाँकी जेते अछि से सभ कचिया अछि। जेना मासक भीतर बाइस दिनकेँ की कहबै? तहिना सप्ताहक भीतर पाँच दिनकेँ कथी कथी कहबै?''

बलदेवक बात सुनि सामंजस करैत सिपाही बाजल-

''खैर, छोड़ू दुनियाँदारीकेँ। ठनका ठनकै छै तँ कियो अपना माथपर हाथ दइए।''

सिपाहीक बात अन्तो नै भेल छल आकि बिच्चेमे बलदेव बाजल-

''भैयारी, आइ बूझि पड़ैए जे गलती नै भेल गलतीक बाटे पकड़ा गेल।''

चौंक कऽ सिपाही बाजल-

''से की! से की?''

उदास होइत बलदेव बाजए लगल-

''भैयारी, कहैले तँ जेते मुँह तेते बाट अछि। जौं से नै रहैत तँ हृदैसँ निकलि दोसर हृदैमे सटैत केना अछि। मुदा ओते कहैक अखनि समए नइए। तँए एतबे कहब जे मनुखक बीच दू रस्ता

बनल अछि। एक रस्ताकेँ लोक मनुखक रस्ता बूझि केकरो कियो चलैसँ रोकैत नै अछि आ दोसर अछि जे अपना छोड़ि दोसरकेँ मनुख बुझिते ने अछि। रस्तासँ हटि जहिना जंगल-झाड़मे चलैत-चलैत डगर बनि जाइ छै, तहिना डगर धड़ा देने अछि।''

जहिना लोहाक कोनो औजार जखनि भोथ हुअ लगैत तखनि कारीगर ओकरा आगिमे धीपा, पीटि पानिमे पनिया दैत, जेकरा पानि चढ़ब कहल जाइ छै। तहिना तँ पाथरपर पानि दऽ दऽ रगड़ि-रगड़ि सान सेहो चढ़बैए, तहिना सिपाहीकेँ कारीगर सिगरेट पीबाक इच्छा जगौलकनि। जेबीसँ सिगरेट निकालि एकटा अपनो संगी -जे गाँजा पीब मस्त भऽ सुनै छल- केँ आ एकटा बलदेवो हाथमे दैत सलाइ खरड़लक। एक दम पीब पहिल सिपाही धुँआ फेकैत बाजल-

''अनेरे अहाँ दुनू गोरे मगजमारी करै छी। एते छिलनि करैक कोन बेगरता अछि। देखबै जे भोजमे दर्जनो समान रहने खेनिहार एक-दूटापर चोट करैए। परसनिहारक काज छिऐ पूछि-पूछि देनाइ। खेनिहारक मन छिऐ जे खाएब कि नै। आइ जइ गतिक फल पाबए चलब से केना भेल?''

सिपाहीक प्रश्नसँ बलदेवकेँ दुख नै भेल। संगीक एहसास भेल। जहिना जुआन-जहानकेँ सासुरक रंगोली कथा संगीकेँ सुनबैत आनन्द अबैत तहिना बलदेवकेँ भेल। दुखो तँ दोसरकेँ कहने कमैए। जौं से नै तँ नोरक संग कियो किए अपन पति-वियोगक खेरहा सुनबैए। बात मन पाड़ैक समए बनबैत बलदेव बाजल-

''भाय साहैब, औझुका खुशी सन जिनगीमे कहियो खुशी नै भेल छल।''

सिपाही-

''से की?''

बलदेव-

"अपन बेथा-कथाकेँ जौं एकोटा सुनिनिहार भेट जाए तँ ओइसँ नीक की हएत। तहिना हृदैक वेदना जौं अहाँ सुनए चाहलौं तँ जिनगीक अंतिम दिनक अंतिम पहरमे सीढ़ीक अन्तिम पौदानक बात कहए चाहै छी।"

बलदेवक विचार सुनैक खुशीमे सिपाही विह्वल भऽ बाजल-

"जहिना भतभोजक अंतिम विन्यास चीनी होइत तहिना जौं अहाँक मधुर वाणी वाणीक -अपन वाणी- संग मिलत तखने ने मिश्री बनि पाथर सदृश सक्कत हएत। यएह ने जिनगीक ओर-छोर छी।"

सिपाहीक बात सुनि दोसर सिपाही बाजल-

"भैया, अहाँ भकुआएल मोने भकुआ लगा देलिऐ आ भकुआ गेलौं। कनी चिक्कन जकाँ कहियौ।"

सिपाहीक बात सुनि पहिल सिपाही बाजल-

"सभ दिन तँ दस किलोक बन्दूक कन्हामे लटकौने रहै छह, तखनि फुलसन विचार पाथर सन भारी कोन कान्हमे लटकेबह। वहिना तँ कान्ह बदलि दुनू कान्ह भकभकाइत रहै छह तखनि माटि तँ माटिए छी।"

दोसर सिपाही-

"कनी फरिछा कऽ कहियौ।"

पहिल सिपाही बाजल-

"देखहक जहिना ई दुनियाँ माटिक बनल अछि तहिना ने ई देहो माटिएक छी। तँए देह बुझैले माटि बुझए पड़तह। रंग-रंगक माटिसँ ई दुनियाँ बनल अछि। एकर गिनती करब साधारण नै। जहिना देखबहक जे साते रंग तेते रंग बनि गेल अछि जे डोराक दोकान, जे साएओ रंगक डोरा बेचैए तेकरो दोकानपर सँ दर्जी घूमि जाइए जे ऐ रंगक डोरा नइए। तहिना माटिओ अछि।

> एक माटि थाल बनबैए तँ दोसर चिक्कन। तेतबे नै, एक पाथर सन सक्कत पत्थर बनबैए तँ दोसर पानि सनक वस्तुकेँ पैदा करैबला लेयर -जल मिश्रित माटि-। अच्छा छोड़ह अपना सभ गप। वेचारा बलदेवक अंतिम समए गुजरि रहल अछि तँए पहिने ओहिना सूनब होएत जहिना सूर्यास्तक समए कोनो दूर जाइत बटोही अनभुआर जगहपर आबि अँटकैक ओरियान करए चाहैत। पहिने अहाँ अपन बात विसर्जन करू बलदेव भाय तखनि जे हेतै से हेतै। जे जीबए से खेलए फागु, जे मरए से लेखे जागु।''

अंतिम तीर निकलैत जहिना हजारो वाणसँ वेधल तीराएलक हृदए सुखसागरक घाटपर पहुँच हियबैत जे सभसँ सुन्नर जल कोनठाम छै, जैठाम स्नान करब। जाधरि पवित्र पानिसँ पथ नै पखारब ताधरि पएर पिछड़िते रहत। जाधरि पएर पिछड़ैत रहत ताधरि सोझ भऽ चलि नै सकै छी। जाधरि सोझ भऽ ठाढ़ नै भऽ पएब ताधरि कमलासन देखि नै पएब। जाधरि कमलासन देखि नै पएब ताधरि रंग बदलैत कमल कुमुदनीक संग भौराकेँ पराग-जालमे ओझरा लाल-उज्जर आँचरा समेटि राति भरिक जीवन-रक्षण ओइ मातृ सदृश करैत जइ सदृश छातीमे सटा मैया यशोदा अपन लाड़लाकेँ जिनगीक कथा-बेथा सुना-सुना सुनबैत। तहिना अंतिम तीरसँ तीराएल वा वाणसँ वेधाएल बलदेवक संकल्प-शक्ति जागल। शर्त लगबैत बलदेव बाजल-

> ''भैयारी, दुनियाँमे हित-अपेछित, दोस-महिम आदि अनेको तरहक होइत अछि, मुदा से नै जिनगी तँ ओकरे जिनगी ने सार्थक होएत जे संकल्पित हुअए। भलहिं छोट-सँ-छोट संकल्प किए ने होइ। मनुखक पहिल वाण तँ संकल्पे वाण ने होइत! जौं से नै तँ जिनगी की। आइ हमरा ओहनो विचार वोध भऽ रहल अछि जे सपनोमे नै सपनाएल छेलौं। ओना सपनो तँ सपने छी। कोनो हवाइ जहाजक सैर करबैत, तँ कोनो मलेरिया मच्छड़क मेलामे सैर करैत।''

जहिना कोनो वस्तुक जिज्ञासा एते बढ़ि जाइत जे सभ किछु बिसरि ओकरा पकड़ैले बाबल बनि जाइत तहिना सिपाही बाजल-

''समैपर धियान रखए पड़त। कालक गति केकरो बुते ने रोकाइ छै। तँए अपनाकेँ ओइमे समावेश करू।''

जहिना भोजक वारीक चंगेरामे खाजा रखि एकटा हाथमे नेने पंचक आगूमे आग्रह करैत, तेहने तगेदा बूझि बलदेव बाजल-

''भैयारी, अहाँ तँ भाइक संग, जे माएक संग अबैत ओ यार छी तँए संकल्प बूझू जे झूठ नै कहै छी। ई बात आइ बुझै छी अनकर मेहनतिकेँ तागतिक बलपर लूटैत-चोरबैत एलौं। जेकर चोरोलिऐ ओहो हमरे सन मनुख दूटा हाथ-पएरबला ने छै। हम किए छुलिऐ। हमरा ओही दिन फाँसीपर समाज चढ़ा सकै छल आ अपन निअममे सुधार कऽ सकै छल। मुदा से नै भेल। हम गल्ती कहाँ केतौ केलौं गल्तीक बाटक जे कर्तव्य छै वएह ने केलौं। हम तँ तखनि बुझितिऐ जे जखनि अपने टा एहेन रहितौं। से तँ नै आगू-पाछू दुनू दिस भरल देखलिऐ!''

सिपाही-

''भैयारी, एहेन सजाए किए भेल, से कहाँ कहलिऐ?''

एक टकसँ दुनू सिपाहीपर नजरि राखि बलदेव टकटकी लगा देखए लगल। जहिना हजारो मील हटि कोनो विचार जनम लऽ सटि जाइत तहिना सिपाही अपराधीक दूरी मेटा गेल। ने सिपाही किछु बजैत आ ने बलदेव। मुदा ड्यूटीक तीर सिपाहीकेँ लगल। घड़ी देखि बाजल-

''भैयारी, आब सुनैक समए नै पाबि रहल छी।''

समैक अभाव देखि बलदेव ओहन कथाकार जकाँ जे जिनगीक बेथाकेँ कथा कहैत। घटना-विशेष तँ ओहनो होइत जइसँ गढ़गर घटना सुनिनिहार भोगने रहैत। मुदा तँए की हुनकर विचारकेँ विचार नै मानबनि। तँए समाजक वस्तु साहित्य छी। विचार-सुझाव लेल पाठक-श्रोताक दरबज्जा सदति खुजल रहैक चाही। समाधानक अनेको उपए अछि।

तँए जाधरि साहित्य समाजक सचित्र नै बनि, बेकती-चित्र (वक्रचित्र) बनैत रहत ताधरि दुनूक बीच विषमत नै रहए ओहो अनुचित।

जिनगीक अंतिम मोहक बात अंतिम मोड़पर आबि बलदेव बाजल-

> "भैयारी, सरकार विरोधमे हवा उठल। हमहूँ बराहिलगिरी छोड़ि नेता बनि गेलौं। हमरा सबहक जीत भेल। अपनेमे टूटान शुरू भेल सभमे, किसान, वेपारी, वुद्धिजीवी, अपराधीमे टूटान भेल। इलाकामे जाल पसरल छल। बुझबे ने केलिऐ जे नेताक टूटानसँ हमहूँ टूटि गेलौं। ऊपरे-ऊपर अपेछा रहल, भीतरे-भीतर दुश्मनी भऽ गेल। जहिना तीतहा रोगक तीतहो दबाइ होइत आ मीठहो होइत। तेहने टूटानमे फँसि गेलौं। चुनावक समए एलै दोसरा ऐठाम धन लूटैक योजना बनल। मुदा ई नै बुझलिऐ जे ग्रुपमे ओहनो अछि जे खून करए जाइए। भेलै सएह। खून केलक कियो नाओं लागल हमर। अपनो मन कहैए जे खुनी हम नै छी। मुदा सोझहामे खून भेल तखनि हम केम्हर रहिऐ।"

तही बीच दर्जनो तैयार सिपाहीक प्रवेश भेल। सिपाहीकेँ देखिते सिपाहीओ आ बलदेवो चौंक गेल। उठि-उठि सभ ठाढ़ भेल। जहलसँ निकलि सभ सभकेँ देखए लगल।

